एलाइन्ही (alien) मानि बैसल। ओतऽ भिलायछ एन एकर दर्शन छैक ज जावा द्वीपक स्थानीय लिपि म लिखल छैक। गाइडक अनुसार एहि लिपि कँ पढ़निहार आब बहुत कम लोक छथि कारण इण्डोनेसिया म आधिकारिक रूपें अंग्रेजी लिपिक व्यवहार होइत छैक। आधिकारिक भाषा बहासा छैक किन्तु ई अंग्रेजीक अक्षर म लिखल जाइत छैक।

एहि जगह सँ मेरापीक शिखर देखाइत छैक, करीब पाँच किलोमीटर दूर। मुदा आकाश कए मेघोन्मुख होएबाक कारणें शिखरक ठामक स्पष्ट दर्शन नहि भऽ सकल। पहाड़ी इलाका म आकाश मेघाच्छन्न रहब साधारण बात छैक। ओतऽ एक महिला छैथ म कटहरक माछि सदृश किन्तु लाल-करिक्का रंगक सत-सन्तालाक आकारक फल बेचैत छथि। गाइड ओकर नाम बुआ सलक (Buah Salak) बतौलक छथि। नव जगहक नव फल चिखबाक हेतु हम कीनि लेल छी। गाइड ओकरा खाइबा छाउ हमरा खबाक लेल देल छथि। फलक गुद्दा कए सक्कत, बीच म एक-दूटा आँठी, अम्ल मीठ, स्वाद गहनाह सन, जेना बुझु अधपाकल कटहरक कोआ, अनठीया लेल थूकनि कए फेकऽ बला नहि देखन बहुत नीक नहि।

फेर हम सब निचा उतरलहुँ पहाड़क आर नजदीक ठाम जगह एन जाएत धर्मगुरु (Juru Kunci) स्वर्गीय म्बा मारिद्जान (Mbah Maridjan) के म्यूजियम छनि। ओतऽ अनसन विशेष एन नीचाक ग्रामीण लोकनि जुटैत छथि आ प्रार्थना आदि होइत छैक।

धर्मगुरु श्रीमान मारिज्जान मरायी ज्वालामुखीक समीप मे रहैत छलाह। हुनकर काज छलनि ज्वालामुखीक विस्फोट भेला पर आसपासक ग्रामीण जनताक रक्षा करनाइ। ई काज हुनका योग्यकर्ताक सुल्तान देने छलखिन। ओ सुल्तानक प्रति एतेक वचनबद्ध छलाह जे 2010 मे जखन विस्फोट भेलैक तखन अपन परिवारक अन्य सदस्य सबकें लऽ नीचा सुरक्षित जगह पर पठा देलखिन मुदा अपने ओतहि रहि गेलाह। एहि घटना कें टीवी पर देखबा लेल जे दुटा रिपोर्टर गेलाह सेहो हुनका संग जान गमौलनि। मारिज्जानक पत्नी, पुत्र आदि एखन जीवित छथि।

एहि स्थल पर किछु फोटो आदि लैत हम सब नीचा उतरलहुँ जतए हमर गाडी ठाढ़ छल। फेर अपन ओहि सवारी मे बिदा भेलहुँ बोराबुदुर, आइक खास पर्यटन स्थल। बोरो शब्दक अर्थ भेल पैघ (बंगला भाषाक बड़ा सँ मिलैत) आ बुदुर भेल बुद्धक विकृत रूप। बोराबुदुर अर्थात् पैघ बुद्ध, से बोराबुदुर वास्तव मे विश्व मे सबसँ पैघ बुद्ध मन्दिर अछि। मात्र स्तूपक आकार कें देखबैक लऽ श्रीलंकाक स्तूप पैघ छैक मुदा परिसरक आकार, ओहि मे बुद्धक विभिन्न रूप, वास्तुकला आ सबसँ विचित्र बात जे ई मन्दिर कोनो एक पैघ परिसर मे छैक नहि, अपितु तीन ठामक मन्दिर मिला कऽ बनल छैक। मुख्य मन्दिर सँ किछु किलोमीटर क दूरी पर छैक पाओन आ एहु सँ किछु किलोमीटर हटि कऽ छैक मेन्दुत। ई तीनू एक सीध मे छैक। मान्यता छैक जे बौद्ध ब्रह्माण्डविज्ञानक त्रैलोक्य क कामधातु (the world of desire), रूपधातु (the world of forms) आ अरूपधातु (the world of

formlessness) तीनू लोक कें निरूपित करैत छैक ई तीनू मन्दिर। बौद्ध तीर्थयात्री पहिने मन्दुत जाइत छथि, तखन पौउन आ अन्त मे मुख्य मन्दिर बोरोबुदुर।

पार्किंग मे गाडी छोडि हम सभ जखन मन्दिर परिसर मे प्रवेश कएलहुँ तखन टिकट घर कटलाक बाद सभ कें आधा लीटर पानिक बोतल देल गेल। हम सभ पैघ परिसर मे सुन्दर बाग बगीचाक बीच चलैत मुख्य स्तूपक लग पहुँचलहुँ।

मुख्य मन्दिर स्वयं एक के ऊपर एक नौ स्तर पर बनल छैक जाहि मे निचाक छौ स्तर वर्गाकार आ ऊपर के तीन स्तर वृत्ताकार छैक। छोट छोट स्तूप, जाहि मे अनेको छिद्र बनल छैक, तीनू स्तर कें सजौने छैक। सबसँ ऊपर एकटा स्तूप छैक। गाइड बतौलनि जे ई मन्दिर नवम् शताब्दी मे शैलेन्द्र वंशक शासनकाल मे बनाओल गेल छलैक। मन्दिरक वास्तुकला पर भारतक गुप्त वंशक समयक प्रभाव देखल जा सकैत छैक किन्तु स्थानीय वास्तुकला, जाहि मे अपन पूर्वजक उपासना आ बौद्ध धर्म मे निर्वाण प्राप्त करबाक अवधारणा, दुनू सन्निहित छैक। तीर्थयात्री नीचाक आधार (जे कामधातुक निरूपण छिऐक) सँ होइत ऊपर चढैत छथि आ तीन स्तर पर रूपधातुक आ अगिला तीन स्तर पर अरूपधातुक निरूपण बला स्थल पर पहुँचैत छथि।

किछु सीढी ऊपर चढलाक बाद पहिल स्तर पर देखल जे पुनरुद्धारक कार्य चलि रहल छलैक, सभ तरि घेरा बनाओल छैक आ पर्यटक कें ऊपर चढब बन्द कS देल गेल छलैक। बहुत पर्यटक निराश

रहल नीचा म टहलि रहल छलाह। आब ओहि यनिसन म करबाक किछु नहि छल। किछु काल गेला छाहरि म बैसि सुस्ता ललहुँ कारण। ओखन एक ग्रमध कनिए छलहुँ। एकर बाद निदा रहलहुँ नक्शा म यौउान आ महत्व महिन देखवा लल। ओ दुनु अयउाकृत छार जगह छैक, दस मिनट समय लागल चारू कात घूमवा म, किछु फोटो आदि लवा म। आब दु बाजि गेल छलैक, भूख सेहो लागि गेल छल।

आइ आउान किछु नहि देखवाक छल। गाइड कँ कहलिअनि कारहु रोजन करवा लल चलथि। नक्शा म एकटा रेस्तराँ म गेलहुँ। गाइडक सहायता सँ शाकाहारी व्यञ्जन, इटालियन पास्ता, □र्डर कएल। रोजन करवा काल बरखा होमए लगलैक, यद्दपि कम किन्तु बाद म बस जान सँ। गुप्तक ज रोजन समाप्त होइत होइत बरखा बन्द भऽ गेल। हम सब करीब साढ़े चारि बजे एक होटल घूरि एलहुँ। शहर क मुख्य इलाका मालियावाना स्ट्रीट, ज हमरा होटल सँ टहलि कए जाएल जा सकैत छलैक, म कएका नक्शा। गाइड महोदय होटल म जा कए ओहि सडक यत यएत एवाक नक्शा बना देलनि। हम हुनका अनुरोध कलिअनि ज 20000 रुपिया क उा नोट, जाहि म गणेशजीक फोटो छपल छनि, कारा एनहुँ जागान करथि।

साँझ म अयनहि टहलैत टहलैत ओहि इलाकाक सौन्दर्यपान कएल आ गाइडक बताउल नक्शाँ म रोजन कएल।

एसन दिन, शनि 1 अक्टूबर 2022।

आइक प्रोग्राम एती सँ शुरू होवाक छल। यद्यपि नियान्त्रण क बनाओल प्रोग्रामक अनुसार हमरा सबकें प्राचीन मन्दिरक भ्रमण करबाक छल आ साँझ मे ओही इलाका मे नामायक ठाम देखबाक छल, गाइड कहलनि जे ओतक दुइ जगह टा बड़ जाएब, नीक रहत जे काल्हि एती सँ हम सब निकलब, दुपहरिया मे प्राचीन मन्दिर देखब आ ओतहि कल मिलि क' कए साढ़े सात बजे संध्या नामायक ठाम देखि लेब। ई विचार हमरहु पसिन्न पड़ल। असल मे रातिए मे बैसल ठाम दुइ सब ओतक नीक सँ प्रोग्राम नहि बना पबैत छथि से हमरा एना बुझाएल। सबहक मे जलपान कएलाक बाद किछु काल कमरा मे बैसि उपन्यास पढ़ैत बिताओल। दस बजे गाइड होटल पहुँचि गेलाह, ओ गणेशजी बला नाट लए आएल छलाह। कहलनि जे ई नाट आब यूनान वस्तु (ग्रीक) क बजार मे हटैत छैक, मुदा एकरा लेल ठीस देखान देब पड़ल। हम बुझलहुँ सत्य रहल, हुनक सहायता सँ ओहि नाटक संग अपन होटा लेल जे संलग्न क' देल अछि। तकर बाद ओ कहलनि, चलू आसपासक इलाका घूमि लेल जाए। ई त' बानस रहल, कारण हमरा प्रोग्राम मे लीखल नहि छल। हम त' नहाल भ' गेलहुँ।

होटलक पछुआर हाइट बहलहुँ आ इलाकाक बाइनीज बजार देखल। सत्य वस्तुजातक अनेका छोट पैघ दोकान, कलकत्ताक काली मुनिसिपैलिटी बजार सदृश, एखन भीड़ बसी नहि तखन स्थानीय लोक अपन बगनागा लेल चीज वस्तु किनैत छल।

मालियाबोरो स्ट्रीट सँ आबि गाड़ी हमरा सभकेँ दूनू कात घुमा घुरिकेँ देखौलनि, एकटा ई इन्डोनेसियाक स्वतंत्रताक समय किछु वरखक लेल ओकर राजधानी रहल छलैक आ शासन डच लोकनि द्वारा स्थापित मिलिट्री किला जाहि मे एखन व्रेडेबर्ग (Vredeburg) म्यूजियम छैक। समय छल, हम म्यूजियम देखबाक इच्छा प्रकट कयलिएनि, गाड़ी गैयार भेलाह, मात्र टिकट हमरा अपनहि कीनए पड़ल कारण ई पैकेज मे शामिल नहि छल। कोनो बेसी महग नहि मात्र 10000 रुपिया, माने करीब 50 टाका। गाइडक प्रवेश निःशुल्क।

म्यूजियमक भीतर गेला पर बहुत खुसी भेल, समय एक-डेढ़ घंटा ई नीक सँ बीतल, किछु इतिहास सँ सेहो परिचित भेलहुँ। एतए इन्डोनेसियाक स्वतंत्रता संग्रामक इतिहास विविध रूपेँ चित्रित कएल छैक।

म्यूजियम क बाद हम सब प्राम्बनन दिस भेलहुँ। रस्ता मे गाड़ी एकटा विशेष रस्ता मे लऽ गेलाह जतए हुनकर चुनल शाकाहारी व्यञ्जन भोजन कएलहुँ। अनेक तरहक तरुआ, टमाटरक चटनी, भात आ रसम सदृश खट्टा साउ। नीक स्वाद आ दाम बहुत कम। दूना भोजन मात्र 25000 रुपिया मे भऽ गेल जखन कि होटल-कढ़ी आ भात 60000 रुपिया सँ कम मे कतहु नहि भेटैत छलैक।

तकर बाद आधा घंटा मे हम सब पहुँचलहुँ पहिल हिन्दू मन्दिर, सम्बिसारी। ई मन्दिर पहिल शताब्दी मे अकस्मात एकटा किसान द्वारा खोजल गेल। पूरा पहिसन करीब 5 मीटर माटि माटिक तह

मे दबल छलैक जे बहुत सम्भव मेरापी ज्वालामुखीक एगारहम शताब्दीक विस्फोट सँ आएल छाउरक अवशेष छलैक।

मन्दिर आब खंडहर भेल छैक, तैयो किछु पुनरुद्धारक बाद देखबा योग्य बनि गेल छैक। पूरा मन्दिर परिसर सतहजमीन सँ करीब दश फुट नीचा छैक। बहुत सम्भव जे एहू कारणेँ छाउर सँ झाँपल मन्दिर सब लोक केँ पता नहि चलैत छलैक। एकर मूल नाम की रहल हेतैक से नहि बूझल छैक, एखन ई सम्बिसारी गाम मे अवस्थित छैक तेँ सम्बिसारी मन्दिर के रूप मे जानल जाइत छैक। मन्दिर के मुख्य भाग मे शिवलिंग छैक, आ तीन कात दुर्गा, गणेश आ अगस्त्य मुनिक दिव्य मूर्ति बनल छैक।

एतए सँ करीब पन्द्रह मिनट के ड्राइविंग रस्ता छैक प्राम्बनन मन्दिर। एहि मन्दिरक निर्माण सँ सम्बन्धित अभिलेख सब भेटल छैक तेँ एकर काल निर्धारण आसान भेलैक। अभिलेखक अनुसार एहि मन्दिरक निर्माण नवम शताब्दी मे भेलैक आ 856 ईस्वी मे एकर उद्घाटन भेल छलैक। एकर निर्माण मातारम राजवंशक हिन्दू राजा महाराज संजय द्वारा कराओल गेल छलैक जे बौद्ध राजा शैलेन्द्रक समकालीन छलाह। मन्दिरक प्रत्येक पाथर पर भारतीय वास्तुकलाक प्रभाव देखल जा सकैत छैक। मातारम राजवंश लेल ई मन्दिर राजकीय मन्दिरक काज करैत छलैक आ राजमहलक सबटा धार्मिक कार्य एतहि सम्पादित होइत छलैक।

ईहो मन्दिर खंडहर बनि गेल छलैक, आ स्थानीय लोक एकरा बिसरि गेल छलैक। ताकल गेल अठारहम शताब्दी मे तब लोकनि

𑒠𑓂𑒫𑒰𑒩𑒰। 𑒋𑒐𑒢 𑒍𑒏𑒩 𑒣𑒳𑒢𑒩𑒳𑒠𑓂𑒡𑒰𑒩𑒏 𑒥𑒯𑒳𑒞 𑒏𑒱𑒕𑒳 𑒏𑒰𑒖 𑒦𑒹𑒪𑒻𑒏 𑒂 𑒏𑒰𑒖 𑒍𑒐𑒢𑒯𑒳 𑒔𑒪𑒱𑒋 𑒩𑒯𑒪 𑒕𑒻𑒏। 𑒣𑓂𑒩𑒰𑒧𑓂𑒥𑒢𑒢 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩 𑒃𑒝𑓂𑒛𑒼𑒢𑒹𑒮𑒱𑒨𑒰 𑒧𑒹 𑒮𑒥𑒮𑒿 𑒣𑒻𑒒 𑒯𑒱𑒢𑓂𑒠𑒴 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩 𑒣𑒩𑒱𑒮𑒩 𑒕𑒱𑒌𑒏। 𑒫𑒩𑓂𑒞𑒧𑒰𑒢 𑒧𑒹 𑒨𑒴𑒢𑒹𑒮𑓂𑒏𑒼 𑒠𑓂𑒫𑒰𑒩𑒰 𑒍𑒏𑒩𑒰 𑒫𑒱𑒬𑓂𑒫 𑒡𑒩𑒼𑒯𑒩𑒏 𑒮𑒴𑒔𑒲 𑒧𑒹 𑒧𑒰𑒢𑓂𑒨𑒞𑒰 𑒦𑒹𑒙𑒪 𑒕𑒻𑒏।

𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩𑒏 𑒧𑒳𑒐𑓂𑒨 𑒂𑒏𑒩𑓂𑒭𑒝 𑒞𑓂𑒩𑒱𑒧𑒴𑒩𑓂𑒞𑒱 (𑒥𑓂𑒩𑒯𑓂𑒧𑒰, 𑒫𑒱𑒭𑓂𑒝𑒳 𑒂 𑒬𑒱𑒫) 𑒏𑒹𑒿 𑒮𑒧𑒩𑓂𑒣𑒱𑒞 𑒞𑒲𑒢 𑒙𑒰 𑒫𑒱𑒬𑒰𑒪 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩 𑒕𑒻𑒏। 𑒥𑒲𑒔 𑒏 𑒮𑒥 𑒮𑒿 𑒆𑒿𑒔 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩, 𑒆𑒿𑒔𑒰𑒃 47 𑒧𑒲𑒙𑒩 (𑒏𑒩𑒲𑒥 15 𑒧𑒘𑓂𑒖𑒱𑒪𑒰 𑒧𑒏𑒰𑒢 𑒮𑒢), 𑒧𑒹 𑒦𑒑𑒫𑒰𑒢 𑒬𑒱𑒫 𑒮𑓂𑒟𑒰𑒣𑒱𑒞, 𑒂 𑒠𑒳𑒢𑒳 𑒏𑒰𑒞 𑒥𑓂𑒩𑒯𑓂𑒧𑒰 𑒂 𑒫𑒱𑒭𑓂𑒝𑒳, 𑒏𑒢 𑒕𑒼𑒙 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩 𑒧𑒹। 𑒍𑒯𑒱 𑒞𑒲𑒢𑒳 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩𑒏 𑒮𑒰𑒧𑒢𑒹 𑒧𑒹 𑒞𑒲𑒢𑒙𑒰 𑒏𑒢 𑒂𑒩 𑒕𑒼𑒙 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩 𑒕𑒻𑒏 𑒖𑒹 𑒞𑒲𑒢𑒳 𑒠𑒹𑒫𑒏 𑒫𑒰𑒯𑒢 𑒯𑓀𑒮, 𑒢𑒢𑓂𑒠𑒲 𑒂 𑒑𑒩𑒳𑒛 𑒏𑒹𑒿 𑒮𑒧𑒩𑓂𑒣𑒱𑒞 𑒕𑒻𑒏। 𑒍𑒯𑒱 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩 𑒮𑒥 𑒏 𑒠𑒳𑒢𑒳 𑒏𑒰𑒞, 𑒖𑒹𑒢𑒰 𑒒𑒢𑒰 𑒧𑒹 𑒣𑒯𑒩𑒹𑒠𑒰𑒩 𑒯𑒼𑒁, 𑒠𑒳𑒙𑒰 𑒕𑒼𑒙 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩 𑒕𑒻𑒏, 𑒖𑒰𑒯𑒱 𑒧𑒹 𑒬𑒰𑒮𑓂𑒞𑓂𑒩𑒏 𑒁𑒢𑒳𑒮𑒰𑒩, 𑒮𑒩𑒮𑓂𑒫𑒞𑒲 𑒂 𑒪𑒏𑓂𑒭𑓂𑒧𑒲𑒏 𑒧𑒴𑒩𑓂𑒞𑒱 𑒕𑒪𑒢𑒱। 𑒍𑒯𑒱 𑒧𑒳𑒐𑓂𑒨 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩𑒏 𑒁𑒞𑒱𑒩𑒱𑒏𑓂𑒞 𑒍𑒯𑒱 𑒣𑒩𑒱𑒮𑒩 𑒧𑒹 𑒥𑒯𑒳𑒞 𑒩𑒰𑒮 𑒣𑒳𑒩𑒏 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩 𑒮𑒥 𑒕𑒪𑒻𑒏। 𑒣𑒴𑒢𑒩𑒳𑒠𑓂𑒡𑒰𑒩𑒏 𑒥𑒰𑒠 2019 𑒧𑒹 𑒣𑒯𑒱𑒪 𑒥𑒹𑒩 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩 𑒧𑒹 𑒠𑒹𑒫𑒞𑒰 𑒪𑒼𑒏𑒢𑒱𑒏 𑒅𑒞𑓂𑒞𑒧 𑒁𑒞𑒱𑒟𑒱𑒏 𑒂𑒨𑒼𑒖𑒱𑒞 𑒏𑒋𑒪 𑒑𑒹𑒪 𑒕𑒪𑒻𑒏। 𑒞𑒏𑒩 𑒥𑒰𑒠 𑒂𑒥 𑒅𑒞𑓂𑒮𑒫 𑒏 𑒁𑒫𑒮𑒩 𑒣𑒩 𑒢𑒱𑒨𑒧𑒱𑒞 𑒩𑒴𑒣𑓀 𑒮𑓂𑒟𑒰𑒢𑒲𑒨 𑒪𑒼𑒏 𑒍𑒞𑒋 𑒣𑒴𑒖𑒰-𑒁𑒩𑓂𑒔𑒢𑒰 𑒏𑒩𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱।

𑒏𑒩𑒲𑒥 𑒞𑒲𑒢 𑒔𑒰𑒩𑒱 𑒫𑒩𑓂𑒭 𑒣𑒯𑒱𑒢𑒹 𑒋𑒏 𑒣𑒩𑓂𑒨𑒙𑒏 𑒏𑒹𑒿 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩𑒏 𑒦𑒲𑒞𑒩 𑒖𑒹𑒥𑒰𑒏 𑒮𑒳𑒫𑒱𑒡𑒰 𑒕𑒪𑒻𑒏, 𑒂𑒥 𑒥𑒢𑓂𑒠 𑒏𑓄 𑒠𑒹𑒪 𑒑𑒹𑒪𑒻𑒏। 𑒑𑒹𑒙 𑒮𑒥 𑒣𑒩 𑒧𑒼𑒙𑒑𑒩 𑒜𑒰0 𑒥𑒰𑒢𑓂𑒯𑒪। 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩𑒏 𑒔𑒰𑒩𑒳 𑒏𑒰𑒞 𑒒𑒴𑒧𑒻𑒞 𑒕𑒲 𑒞𑓄 𑒠𑒹𑒥𑒰𑒪 𑒮𑒥 𑒣𑒩 𑒥𑒢𑒪 𑒩𑒰𑒧𑒰𑒨𑒝 𑒂 𑒧𑒯𑒰𑒦𑒰𑒩𑒞𑒏 𑒏𑒟𑒰 𑒮𑒿 𑒮𑒧𑓂𑒥𑒢𑓂𑒡𑒱𑒞 𑒏𑒪𑒰𑒏𑒵𑒞𑒱 𑒠𑒹𑒐𑒰𑒃𑒞 𑒁𑒕𑒱। 𑒍𑒯𑒱 𑒮𑒿 𑒮𑓂𑒟𑒰𑒢𑒲𑒨 𑒣𑓂𑒩𑒦𑒰𑒫 𑒮𑓂𑒣𑒭𑓂𑒙 𑒥𑒳𑒗𑒰𑒃𑒞 𑒕𑒻𑒏।

यद्यपि मन्दिर कें मुख्यतः शिव मन्दिरक रूप मे बनाओल गेल छलैक आ एकर प्राचीन नाम सेहो शिवालय आ शिवगृह छलैक, तथापि मन्दिर मे शिवलिंग नहि छैक। गाइड बतबैत छथि, एकटा मूर्ति छैक जकर मुखड़ा राजा बालिंग सँ मिलैत बनाओल गेल छैक। मान पड़ैत अछि कम्बोडिया क 'प्रिया को' मन्दिर जकाँ छओटा मन्दिर मे एहिना राजा लोकनिक मूर्ति छनि। सब मे नामकरण ईश्वर जानि कए कएल, जेना मिथिलाक गामघर मे सिद्धेश्वर, कपिलेश्वर, जागेश्वर आदि नाम देल गेल छैक।

मन्दिर परिसर मे एखनहु पाथरक अम्बार देखी लागल। पुनर्निर्माणक काज मे चुनि चुनि कए पाथर सब के मूड़ मिला कए जोड़ल जाइत छैक। ई काज यूनेस्का क देखरेख मे भऽ रहल छैक।

प्राम्बनन मन्दिर ओपाक नदीक कछेर मे बनल छैक। नदीक ओहि कात त्रिमूर्ति स्थल मे रामायण नृत्यक आयोजन होइत छैक से गाइड देखा देलनि। नदी पर यदि पुल रहितैक तऽ ओहि प्राङ्गण जेबा मे पाँचो मिनट समय नहि लगैत मुदा से छैक नहि, घुमि कए सड़क सँ जाए पड़ैत छैक।

स्थानीय भाषा मे मन्दिरक नाम छियैक रारा जोंग्रांग मन्दिर आ एहि नाम सँ जुड़ल छैक एकटा दन्तकथा। रारा जोंग्रांग कोनो राजकुमारी छलीह जिनका प्रेम मे बगल क नायक राजकुमार, जिनका दैत्य आ अलौकिक आत्मा सब पर काबू करबाक शक्ति छलनि, विशाल मन्दिर बनौलनि। मुदा राजकुमारीक मांग बढ़ैत गेलनि आ अन्त मे हुनका शाप भेटलनि जे ओ एहि मन्दिर मे

पाथर बनि कऽ रहलीह। दन्तकथाक अनुसार शिव मन्दिर के उपरवलिया कक्षा मे जे महिषासुरमर्दिनी दुर्गाक मूर्ति छनि से ओही राजकुमारी कें अंकित कएने छैक।

प्राम्बनन मे हिन्दू मन्दिर परिसर सँ कनि हटि कऽ बौद्ध मन्दिरक विशाल परिसर सेहो छैक जाहि मे तीन टा मन्दिर संकुल छैक बूबनाइ, लुम्बुन आ सेवु। ई तीनू सेहो बौद्ध ब्रह्माण्डशास्त्रक त्रैलोक्य क तीन लोक, कामधातु (the world of desire), रूपधातु (the world of forms) आ अरूपधातु (the world of formlessness) कें निरूपित कएने छैक आ बौद्ध लोकनि एहि तीनू मन्दिर मे ओही क्रमें एक क बाद दोसर आ तेसर मे जाइत छथि। सेवु मन्दिर मे सेहो बहुत रास पाथरक ढेरी लागल। एतहु कतेक छोट-छोट मन्दिर खंडहर अवस्था मे पड़ल छैक। सेवु मन्दिरक दोसर प्रसिद्धि छैक ओही रानी जोङ्गरांग राजकुमारी क दन्त कथा सँ सम्बन्धित, कारण स्थानीय भाषा मे सेवु माने होइत छैक लगभग हजार। कहल जाइत छैक जे एक हजार (अथवा करीब करीब हजार) मन्दिर रहल होएत जे ओकर प्रेमी राजकुमार बनौने छलैक।

ई सभ देखलाक बाद परिसर मे कनि हटि कऽ एकटा म्यूजियम देखबा लेल गेलहुँ। म्यूजियम मे मुख्यत: बुद्धक अनेक मूर्ति, सभ खंडहर अवस्था मे। एहि सभ दृश्यावलोकन मे पाँच बाजि गेल। आब थाकि सेहो गेल छलहुँ। रामायण प्रोग्राम सात बजे साँझ मे शुरू होइत छैक। तावत एही इलाका मे प्रतीक्षा करबाक छल।

यार्किंग दिस घूमल अबैत नहि कि वर्षा आबि गेल। छाता त' छल मुदा किछुए काल मे वर्षा ताक जान भ' गेलैक जे छाता काजो काजक नहि। यनिसन बहुत येष छैक तँ लोक लेल किछु बेंचनी बला गाछी कखनहुँ कँ बसैत छैक आ एकटा लेल जगह जगह यन छाहरि दल शेड बनाओल छैक। कहुना दौड़ि क' ओहने एकटा शेड मे शरण लेल। वर्षा ताक भेलैक जे सड़क यन यानि लागि गेलैक। गाइड कहलनि जे सीजनक पहिल यहिल येष वर्षा छलैक। खैर, घूमब समाप्त भ' गेल छल तँ ओहि शेड मे प्रतीक्षा करैत अखनल नहि। वर्षा कम कम भेलैक, नीक जकाँ छुटलैक नहि, तखन हम सब कहुना प्लास्टिक ओढ़ने गाछी तक यहुँचलहुँ। एखन दु घंटा सँ बेसी समय छल, सावल जे किछु हल्का-फुल्का टिफिन क' लेल जाए, कारण नामायण बेल खाम भेलाक बाद हाटल घूमैत बहुत लेट भ' जाएत आ कतहु नस्तनाँ मे बैसि भोजन करब सम्भव नहि होएत। अगिला भान मे याथकर्ता छात्रावास छल।

गाइड लन गेलाह एकटा नस्तनाँ मे जाए हुनक □ठैन यन गनम गनम यनीन यकौड़ा भेटल, बाद सहो भेटल, दु प्लेट यकौड़ा खा लेलहुँ, बस काज भ' गेल। गाइड आ ड्राइवन सहो अयना नुचिएँ टिफिन करैत गेलाह। सब गोटक बिल हमहीं देलियैक, सब किछु सस्त लागल।

बुन्नी यड़िए नहल छलैक। हम सब नामायण बेल बला यनिसन मे यहुँचलहुँ त' देखल जे कलाकान लोकनि तैयान भेल टहलि नहल छथि। सीता-नाम-हनूमानक संग एकटा फोटो लेल।

साधारणत: नामायण वैलक आयाजन खुला जगह म हाइत छैक जाहि म ग्रामजन क मण्डिन, ज नागि म सुहन नुयं आलाकित कएल नहैत छैक, पृष्ठभूमि म दखाइत नहैत छैक आ नृत्यक दृश्य कं वसी जीवंतता प्रदान कनैत छैक। साँस म एहि काग सँ मण्डिनक छट अलग छलैक। दर्शक लल ऊँच नीच खाढी म वनल सीट सव। मान यएल मिस्र ग्रमध म गीजाक लाइट एण्ड साउन्ड शा प्राग्राम। डाहा एहिना जाहि जगह यन आयाजित हाइत छलैक डागए नागि म रिंक्स आ नीनु यिनामिड पृष्ठभूमिम आलाकित नहैत छलैक आ डाकन नंगक संगहि आलाकित हागक छटा सहा समय समय यन खिस्साक अनुसान वदलैत नहैत छलैक। मिस्र म वनखाक डन नहि मुदा इन्डानसिया म अङ्कुवनक प्रथम दिन वर्षा स्पृतु प्रानम्भ हs गेल छलैक।

कार्यक्रमक प्रवन्धक लाकनि अन्त समय तक प्रयास कनैत नहलाह ज कहुना वाहन प्राग्राम कनाउल जाए। मुदा इन्द्र भगवान खिसिआएल छलाह, वर्षा छूटलैक नहि, आ हानि कए अन्त म प्राग्राम हॉल म कनाउल गेलैक।

आयाजक लाकनि वहुत तनहं क्षमायाचना कलनि ज वाहनक दृश्य प्रभाव अहूँन म डा लाकनि नहि वना सकताह। तथापि रीतता म वहुत तनहक इन्तजाम कएल छलैक, स्टेज तs वसु युना हॉल छलैक, लाक कं वैसै वला इन्लाका आ गवैया लाकनिक लल किछु जगह छाडि कलाकान कातह जा सकैत छलाह। युना प्राग्राम वहुत आकर्षक छलैक, एकदम माँजल कानियाग्राफन क निर्देशन म चलैत, हॉल क

भीतर दुनू कात पैघ एलइडी बाति लागल जाहि मे शीर्षक अंग्रेजी आ स्थानीय भाषा मे लिखाएल छलैक। कलाकार मूक प्रदर्शन करैत, वाद्य यंत्र पर संगीतक संग एक छोट संवाद मे डायलग सदृश किछु बजैत (सेहो मात्र स्थानीय भाषा मे)। दर्शक लोकनि मंत्रमुग्ध भेल, मुदा आधुनिक युगक टेक्नॉलाजीक फलस्वरूप कलाकारक अभिनय देखबा सँ बेसी मोबाइल अथवा अन्य कैमरा पर वीडियो बनबा मे व्यस्त।

खिस्सा शुरू होइत छैक धनुषयज्ञ सँ आ अन्त होइत छैक राम-रावण युद्धक बाद सीता आ रामक मिलन सँ। एकाध शब्द (जेना लंकाक नाम) कँ छोड़ि खिस्सा मे कोनो तरहक तोड़-मरोड़ हमरा नहि देखबा मे आएल। से आश्चर्य जखन कि ओतुका लोककँ भारत सँ सम्पर्क टूटना हजारो वर्ष भऽ गेलैक।

कोनो कलाकार कँ उचल चाल नहि, बानर सेना लेल पाँच-सात बरखक छोट-छोट बच्चा सब लगाओल, जाहि सँ सबहिक देह पर ओकरा लोकनिक कुदब-फानब बहुत चित्ताकर्षक छलैक। एहि खेल मे कुल 200 कलाकार काज करैत छथि। महिला-पुरुष सब मुसलमान।

प्रोग्राम समाप्त भेलाक बाद हम सब होटल आबि गेलहुँ तैयार पहुँचैत-पहुँचैत एगारह बाजि गेल। अगिला दिन सबेर आ0 बजे हमरा पाथकर्ता सँ बालीक फ्लाइट लेबाक छल। गाइड महोदय कहलनि चारिए बजे तैयार रहबाक लेल (कारण एयरपोर्ट दूर

छलैक) आ ओतहि होटल मे तिब्बा वएह जलपानक व्यवस्था करबा देलनि।

अन्तिम दिन, शनि 2 अक्टूबर 2022।

सबेर चारि बजे तैयार होबाक लेल हमरा प्राय: राति जागि जगल रहए पड़ल। आश्चर्य लागल जे गाइड बाला कए ओतेक दूर अपन घर गेल छला आ फेर ओ कोना सबेर विदा भेला जे ठीक चारि बजे होटल मे हाजिर छला। अस्तु, हम चेकआउट कएल, जलपानक पैकेट लेल आ विदा भेलहुँ हुनका संग पोर्टब्लेयर एयरपोर्ट। सबेर रस्ता खाली, ओ गाड़ी नीक स्पीड मे चलि रहल छलैक। हमसब एक घंटा मे एयरपोर्ट पहुँचि गेलहुँ। गाइड आ ड्राइवर दूनू लेल बख्शिस हम एकटा लिफाफ मे पहिनहि पैक कए लेने छलहुँ, ओ लिफाफ गाइड कें दैत यथोचित अभिवादनक संग हुनका सँ विदा लेल।

हमर वेब-चेक-इन कएल छल, बोर्डिंग पास सेहो छापल छल, चेक-इन लेल कोनो सामान सेहो नहि छल। बस मात्र सिक्योरिटी चेकिंग करबैत गेट पहुँचि गेलहुँ। ओना भोर एक कप चाह होटल मे पिबने छलहुँ, तैयो अपना कें फ्रेस रखबाक लेल एयरपोर्ट पर सेहो फेर एक कप चाह पीलहुँ। तिब्बाक जलपान खोलल, किछु खा लेल आ किछु फेर हवाइ जहाज मे खेबाक हेतु राखि लेल।

याथकर्ता ञा वालीक वीच ७क घंटाक समय क ञन्दन, ञलग टाञ्ञ्म जान। वाली युव गँ समय ञगुञा७ल। समय यन वाली म उञनलहुँ ञा वाहन ञावि गाकs लगलहुँ ञयन नामक प्लट लन काना ध्यक्ति काँ। सामन ७कटा ननयुवती हटलीह, कहलनि हमहीं ञयनक गाञ्ञ्ड छी ७हि गीनू दिनक लल। काना वाग नहि, हुनका संग जा७ गाडी म वैसलहुँ।

टूनक प्राग्राम वनवे म वियान्तन वालीक लल किछु ग७व७ कs हन छल। ७कटा दर्शनीय स्थल, गाना लाट, ज कि लाक सूर्यास्तक समय हखवाक लल जाञ्ञ्ग ञछि, हमना प्राग्राम म सवसक सूर्यादयक समय वना हन छल। हम ७कना वहल७ चाहैग छलहुँ। मुदा गाञ्ञ्ड कँ प्राग्राम म हमन काना यनिवर्तनक सुझाव यसिन्न नहि य७लनि, सव निकल्प म ७कटा वाग- ड्रैफिक वहुग छैक ञा जगह सव दुन-दुन छैक स सम्भव नहि हा७ग। हानि क७ हुनक ञनुसान चल७ य७ल।

हम सव गेलहुँ उवूद ञ्ञलाका म मंकी हानस्त हखवा लल। ७यनयार्ट सँ ७ग७ ञवै म प्राय: दु घंटा सँ वसी समय लागि गेल। वाली म वहुग Oाम सौन्दर्यीकनण क काज चलि नहल छलैक कानण किछु७ दिन वाद ञाग७ जी-20 क ञन्तिम मीटिंग हाम७ वला छलैक।

हमन गाञ्ञ्ड हिन्दु धर्मावलम्बी ञा हुनक ञनुसान शुद्र नर्णक कुमानि कन्या छलीह, नाम निति (Widhi , ञसल म ञ्ञी निधि नहल हगैक ज समयक चक्र म उच्चानण दाष सँ निति वनि गेलैक)। यनिवान म जO हा७, ञैजी, माता-यिता। यहिन हिनक हाञ्ञ्या टून

गाइडक काज करैत छलखिन, आब ओ गाम मे रहैत छथिन, खेतीबारी देखैत छथिन आ एकटा दोकान चलबैत छथिन।

आब हमरा लए ई भेल जे हिनकहिं सँ इन्डोनेसियाक हिन्दू लोकनिक सामाजिक व्यवहार आदि जनबाक नीक अवसर भेटि गेल। गाड़ी मे चलैत हम हिनका प्रश्न पूछैत जाइनि आ ई उत्तर दैत जाथि।

मंकी फॉरेस्ट नाम शुद्ध नहि लागल। ने बेसी बानर, ने तेक पैघ फॉरेस्ट, तीनटा छोट-छोट मन्दिर, मुदा ठेठ बन नाला लागल आ मन्दिरक कपाट सेहो बन्द। गाइड कहलनि जे सबसँ पैघ मन्दिर दालम आगुंग के छिऐक। जनश्रुति छैक जे बानर सब एहि मन्दिरक रक्षक छिऐक। स्थानीय लोक सब जखन कोनो उत्सव मे एतए अबैत छथि तखन कपाट खोलल जाइत छैक। एकटा नाला बहैत, किछु माछ सब जल मे खेलाइत।

सब किछु आधा घंटा मे आराम सँ घूमि लेलहुँ। एहि लेल बियान्तन दू घंटाक प्रोग्राम बना कए रखने छल। आब हमरा किछु करबाक नहि छल। हम बियान्तन कें पिकाएलिक एकटा ब्लाइन्डक मसाज पढ़। देलिऐक। ओहिमन सँ जे किछु कहल गेलैक से प्राय: एतुका स्थानीय पार्टनर कें स्वीकार नहि भेलैक।

गाइड कें आजुक कार्यक्रम मे एकटा आन स्थल छलनि- हिन्दू यनिहारक घर देखाएब। मंकी फॉरेस्ट मे किछु आन समय बिताए हम सब चलि पहुँचलहुँ ओहि इलाका कें जाए ओ हमरा एकटा

हिन्दु यनिवानक घन दखोणीह। नम्मा म लंब लवाक लल एकटा नम्मनाँ म नूकलहुँ। एहि यात्रा म ग्राऽऽहन हमन उाणक सहयागी नहि वूमाएला। नम्मा म काणका Oाम दर्शनीय स्थल सव छलैक, मन्दिन समुहक ग्S काथ कान, वाली म जना सूनल छल, मन्दिन वहूण, मूदा ग्राऽऽहन उाहि सव जगह यन नाकवाक लल गैयान नहि। एक वन हमना गामसा चढल, णखन एकटा मन्दिन यन उा नाकलक आ हम मन्दिनक दर्शन कालहुँ। हम्य मन्दिन, येघ यनिसन, आ णहिना येघ वनामदा। गाऽऽत वर्गलनि ज उमनक अनसन यन एणए ग्रामीण लाकनि वैसैण छथि।

हम स्थानीय लाक नहि छलहुँ णं हमना मन्दिनक हीणन प्रवश वर्जिण छल। यनिसन म घूमलहुँ, नाम्फुकलाक आनन्द ललहुँ। उाहूना मन्दिन म प्रवश लल ग्रसकाउ छैक, विना साणाङ्क यहिनन किया मन्दिन म प्रवश नहि कS सकैण अछि।

एणुका मन्दिन म लाक ज प्रसाद अथवा किछु चढवैण छैक स साधानणण: नानिकलक याण अथवा णानक याण क दाना म, उाकना लाक मन्दिन म एक काण म छाउि दैण छैक। ढनक ढन एहन दाना हम उाहि मन्दिनक गेट यन नाखल दखल। गाऽऽत मिस निवी वर्गलनि ज ऽऽएह प्रथा छैक, छाटछीन सामान लाक उाहिना छाउि दैण छैक, येघ नम्फ घन लS जाऽऽण अछि।

हम जखन उाहि हिन्दु यनिवानक घन यहुँचलहुँ णS गेट यन गणेशजीक मूर्णि नाखल दखल। नीक वाण। आढन म उाणुका प्रथाक अनूसान खन सँ छाउल एकटा घन, उाहि छाटका घन म गुरु

कार्य लेल आयोजन होइत छैक। एकटा साधारण पक्का घर, जे घरवासी अपना रहबाक हेतु व्यवहार करैत छलाह। आङन मे फूल-फूलक गाछ, जेना अपना गामघर मे रहैत अछि। ओहि परिवार पेशा सँ मूर्तिकार, पाथरक मूर्ति बनबैत। सामने आङनक एक कात तीन-चारि फूट वर्गाकार आधार आ करीब सात-आठ फूट ऊँच तीनटा मन्दिर एक कतार मे बनल जाहि मे बिचला कने पैघ। एहि मे हुनक कुलदेवताक अतिरिक्त पूर्वज लोकनिक मन्दिर छलनि। ओहि प्रथा इन्डोनेसिया मे हिन्दू परिवार मे अनिवार्य छैक। एतुका हिन्दू लोकनि स्थानीय रीति-रिवाज, जाहि मे पूर्वजक उपासना अनिवार्य छैक, केँ मानैत आबि रहल छथि।

सब मन्दिर के गेट उज्जर कपड़ा सँ झाँपल। हमरा कहल गेल जे उत्सव पर कपड़ा हटाओल जाइत छैक जखन पूजा कएल जाइत छैक मन्दिर सबमे कोनो मूर्ति नहि छलैक, मात्र पाथरक एकटा चबूतरा जकरा पद्मासन कहल जाइत छैक।

इन्डोनेसियाक हिन्दू समाज मे भारत जकाँ जाति-प्रथा नहि छैक मुदा वर्ण-व्यवस्था छैक। समाज चारि वर्ण ब्राह्मण, क्षत्रिय, वैश्य आ शूद्र मे विभाजित छैक। एहू मे बहुत कठोर नियम सब नहि छैक, समाज मे माता-पिता द्वारा आयोजित विवाह बहुत कम होइत छैक। शूद्र वर्ण कुल हिन्दू समाजक प्राय: 90% जनसंख्या छथि कारण किसान एही वर्ण मे अबैत छथि। किया अछूत नहि होइत छथि। बाल-विवाह एकदम नहि छैक। स्थानीय हिन्दू समाजक नियमीत एतए सब ठाम त्रिमूर्ति (ब्रह्मा, विष्णु, शिव) केँ पूजा कएल जाइत

छनि। एकर अतिरिक्त पार्वती, गणेश, अर्जुन, शक्ति आदिक पूजा सेहो होइत छनि। समाज मे वेद, उपनिषद, पुराण आ इतिहास (रामायण आ महाभारत) मूल ग्रन्थ मानल जाइत छैक। चारि मार्ग (भक्ति, ज्ञान, कर्म, राज) आ चारि पुरुषार्थ (धर्म, अर्थ, काम, मोक्ष) क मार्ग पर लोक चलबाक प्रयास करैत अछि। कोनो वर्णक रहओ, सब परिवार मे तीन बेर संध्यावंदन कएल जाइत छैक। भोर मे बैसल हम गाइड कँ आग्रह कलिएनि त' ओ करीब दु मिनट तक बहुत रास मंत्रक संग गायत्री पाठ कलनि जकर हम भीडियो बनाओल।

किछु निती बतौलनि ज कोनो शुभ कार्य मे बलि देल जाइत छैक आ लोक मासु खब करैत अछि। यदि छोटछीन कार्य रहलैक आ खनिहारक संख्या कम रहलैक त' मुर्गीक बलि देल जा सकैत छैक अथवा छागर-पाठी क, किन्तु यदि पूरा गाम कँ खुएबाक होइक तखन गायक बलि सेहो देल जाइत छैक। ओना हिन्दू लोकनि गोमांस भक्षण कँ निषिद्ध नहि मानैत छथि। किन्तु साधारणत: ब्राह्मण लोकनि मासु नहि खाइत छथि।

जीवन क्रम मे व्यक्ति कँ चारिटा महत्वपूर्ण संस्कार होइत छैक- जन्म, अन्नप्राशन, किशोरावस्था आ विवाह। बच्चाक जन्मक 105 दिनक बाद ओकर पहिल संस्कार कोनो मन्दिर मे होइत छैक। ओहि दिन तक ओकरा धरती पर नहि राखल जाइत छैक कारण विश्वास छैक ज ओकरा मे ईश्वरक अंश रहैत छैक। किन्तु जन्मक 42 दिन तक माता कँ अपवित्र मानल जाइत छनि आ हुनका कोनो मन्दिर मे

प्रवेश वर्जित छनि। एहिना मासिकधर्मक समय सेहो महिला लोकनि केँ मन्दिर मे प्रवेश वर्जित छनि।

मृत्युक बाद तुरत दाह संस्कार करबाक नियम क्लिष्ट छैक। तत्काल दाह संस्कार नहि कएल जाइत छैक। मान्यता छैक जे मृत्युक बाद आत्मा पुनर्जन्मक लेल मुक्त भऽ गेलैक। तँ दाह संस्कारक विधि दिन तकाइए कए होइत छैक। साधारणत: दस-पन्द्रह दिनक अन्दर आबित जाइत छैक तँ तात्कालिक रूपेँ लोक मृत शव केँ गाड़ि दैत छैक आ उचित समय एला पर फेर ओकरा उखाड़ि नियमत: दाह संस्कार कए अस्थि केँ समुद्र मे प्रवाह कएल जाइत छैक।

गाम-घर मे मन्दिरक पुजारी वंशानुगत होइत छथि आ ई पुजारी साधारणत: बेसी पढ़ल-लिखल नहि होइत छथि। किछु लोक बेसी पढ़ि-लीखि कए विद्वान पंडित बनैत छथि जे शिक्षक आ पैघ मन्दिरक पुजारी होइत छथि।

स्कूल मे साल मे दु बेर सरस्वती पूजा होइत छैक। यदि स्कूल मे मुसलमान बच्चा छैक तऽ ओकरा इच्छा पर छैक जे ई उत्सव मे भाग लिअए अथवा नहि। सब स्कूल मे सरस्वतीक मूर्ति राखल रहैत छैक। रस्ता मे जाइत काल हम कतेका ठाम मूर्ति सबहक स्थान देखल, जहिना सरस्वती पूजाक अवसर पर अपना देशा मे छलगोनिया टोल मे देखि सकैत छी। माटिक मूर्तिक प्रचलन नहि छैक। मूर्ति स्थायी रूपेँ सब दिनक लेल रहैत छैक तँ पाथर सँ बनल मूर्तिक व्यवहार कएल जाइत छैक, नीक बात। उबूद इलाका मे

दर्शनीय स्थल मे एकटा सनसनी मन्दिर छैक मुदा ओ हमरा पैकेज मे नहि छल तँ हम नहि देखि सकलहुँ। दुर्भाग्य।

आइक कार्यक्रम ढीलढाल छल, किछु खास दर्शनीय नहि बचल। हमरा वाली के स्थानीय चॉकलेट फैक्ट्री देखबाक छल। ओ बाद हम ऑकलैण्ड मे पढ़ैत छलहुँ जे ओतए लोक चॉकलेटक पैघ ढेर (250 ग्राम, 500 ग्राम आदि) कीन सकैत छल। मुदा ओहि सभ सन जखन गेलहुँ तँ बताओल गेल जे फैक्ट्री ओ0 कए ऐपनपार्टेक इलाका मे चलि गेल छैक, ढेर नहि बिकाइत छैक आ फैक्ट्री देखबाक लेल 1 लाख रुपिया टिकट छैक। अस्तु, ओ जिज्ञासा एतहि शेष रहल। वियानुनक बनाओल प्रोग्रामक अनुसार आइ हमरा होटल मे बर्कैक कलाक बाद साँझ मे कसाक नृत्य, जे महाराजाक खिस्सा सन आधारित होइत छैक, देखबाक छल। मुदा गाइड एहू लेल अपन असमर्थता व्यक्त कएलनि, ओ कहि जे ओ जगह होटल सँ बहुत दूर छैक।

हम करीब साढ़े चारि बजे आबि गेलहुँ होटल जे कि समुद्रक किनार मे छल। इलाका होटल सभ सँ भरल आ गहिना नाक दुनू कात छोट पैघ अनेक नक्शाँ बनल। चेक इन कएलहुँ, मिस निती अगिला दिनक प्रोग्राम बता देलनि जे आ0 बजे तैयार रहबाक छल, अनेक मन्दिर दर्शन करबाक हेतु।

एहि होटल (नजर्ट) मे दुपहरिया मे चाह आ हल्का स्नैक्स देल जाइत छलैक, समय तीन सँ पाँच तक। हमरा लग एखन समय छल। गेलहुँ अपन हिस्सा चाह आ स्नैक्स लेल कए समुद्रक कात

एकटा आराम कुर्सी पर पसरि गेलहुँ। राजनक खाना निक नहि छल। आब शाकाहारी रोज-रोटी आ दाल ततेन कखन सीखिए लेन छलहुँ।

पाँचम दिन, सोम, 3 अक्टूबर 2022।

आइ हमरा प्लान मे लीखल छल 'Temple Run' अर्थात मन्दिर सबहिक दर्शन। गाइड कें अपन बुझल रूट आ प्रोग्राम छलनि, हुनका बियाहुतक लिखलाहा प्रोग्राम सँ खाना समाधान नहि। तीनटा मन्दिर आ एकटा अन्य दर्शनीय स्थल तीर्थ गंगा हमरा हिसाबें आइ देखबाक छल मुदा गाइड कहलनि तीर्थगंगा नहि जा पौतीह कारण। एक तऽ ओ बहुत दूर छैक, नक्शा सँ हटि कए आ दोसर देखबाक किछु खास छैक नहि, ओ मात्र एकटा पिकनिक स्थल छिऐक।

हम सब करीब अढ़ाइ घंटा ड्राइव कलाक बाद पहुँचलहुँ पुरा बसाकिह मन्दिर, जे बाली मे सबसँ पैघ मन्दिर छैक आ एकरा एक हिसाबें mother temple सेहो कहल जाइत छैक। गाइडक अनुसार आठम शताब्दी मे भारत ऋषि मार्कण्डेय भारत सँ आएल गेल छलखिन आ हुनक प्रयासें बालीक पैघ-पैघ मन्दिरक निर्माण भेल छलैक। मुदा विकीपीडियाक विद्वानलोकनिक अनुसार बालीक ई मन्दिर प्रायः 2000 वर्ष अथवा ओहु सँ बेसी पुरान छैक। हम एहि बात पर गाइड कें प्रश्न नहि कलिऐनि।

मन्दिर मे प्रवेश करबा सँ पहिने एकटा महिला लुंगी सदृश एकटा वस्त्र लेने अएलीह आ कहलनि अपना पैंटक ऊपर लपेटि लेबा लेल। उचित होइतैक जे हम सारोंग पहिरने रहितहुँ मुदा हजारो विदेशी पर्यटक से नहि कऽ पबैत अछि तँ मन्दिर प्रशासन ई व्यवस्था कएलक। एहि लेल कोनो फीस नहि छलैक। एहि नाटक मे आ अपना देश मे दक्षिण भारतक किछु मन्दिर मे प्रवेशक एहेन व्यवस्था देखि हमरा लगैत अछि जे सब ठाम एक कथा छैक।

मन्दिरक भीतर हमर प्रवेश सम्भव नहि, बाहरे कात घूमि घुमैत छी कि प्रदक्षिणा करैत छी। गाइड आइ अपन 'अपवित्रता'क कारणे बाहरे मन्दिर मे प्रवेश नहि करैत छथि। गाइड बतबैत छथि जे एतए छोट-पैघ सब मिला कए पचासटा मन्दिर छैक जाहि मे मुख्य आ सब सँ विशाल छैक पूरा पनातरन आगुंग। पहाड़ीक ढलान पर एक-क-ऊपर-एक छओ स्तर पर बनल एहि मन्दिर मे सबसँ ऊपर पैघ आङन छैक। मन्दिरक वास्तुकला स्थानीय आ इन्डोनेसियन स्थानीय कलाक मिश्रण छियैक। गर्भगृह मे पद्मासन छैक। एकरा मन्दिरक विशेषता जे गर्भगृह बेसी काल बन्द रहैत छैक, मात्र जखन कोनो ग्रुप पूजा आदि लेल अबैत अछि तखन ओकरा खोलल जाइत छैक।

मन्दिर कँ नजदीक सँ देखला पर हमरा स्थानीय वास्तुकलाक कोनो प्रभाव नहि बुझना जाइछ। मन्दिरक ऊपरका डिजाइन पिरामिडक सदृश, जाहि मे छत्र सब बनल, जेना जेना ऊपर उठैत छैक, छत्र सब क्रमशः छोट होइत जाइत छैक। एहि डिजाइन कँ मेरू टावर

𑒏𑒋𑒪 𑒑𑒹𑒪 𑒕𑒻𑒏। 𑒣𑒱𑒩𑒰𑒧𑒱𑒛𑒏 𑒫𑒱𑒣𑒩𑒲𑒞 𑒕𑒞𑓂𑒩 𑒮𑒥 𑒋𑒏 𑒠𑒼𑒮𑒩 𑒮𑒿 𑒮𑒙𑒪 𑒢𑒯𑒱, 𑒁𑒣𑒱𑒞𑒳 𑒏𑒢𑒹 𑒯𑒙𑒪 𑒩𑒯𑒻𑒞 𑒕𑒻𑒏। 𑒥𑒮𑒰𑒏𑒱𑒯 𑒏 23 𑒙𑒰 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩 𑒮𑓀𑒏𑒳𑒪 𑒧𑒹 𑒕𑒼𑒙-𑒣𑒻𑒒 𑒮𑒥 𑒕𑒻𑒏 𑒂 𑒧𑒹𑒩𑒳 𑒙𑒰𑒫𑒩 𑒧𑒹 𑒕𑒞𑓂𑒩𑒏 𑒮𑓀𑒐𑓂𑒨𑒰 𑒣𑒰𑒿𑒔-𑒕𑒍 𑒮𑒿 𑒪𑓄 𑒏𑒋 𑒥𑒲𑒮-𑒣𑒔𑒲𑒮 𑒞𑒏 𑒕𑒻𑒏। 𑒋𑒯𑒱 𑒮𑒿 𑒧𑒱𑒪𑒻𑒞 𑒖𑒳𑒪𑒻𑒞 𑒛𑒱𑒖𑒰𑒃𑒢 𑒠𑒹𑒫𑒩𑓀𑒑। 𑒧𑒹 𑒠𑒼𑒢𑒰𑒢𑒱 𑒔𑒾𑒏 𑒣𑒩 𑒯𑒢𑒳𑒧𑒰𑒢 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩 𑒧𑒹 𑒮𑒹𑒯𑒼 𑒕𑒻𑒏। 𑒄 𑒛𑒱𑒖𑒰𑒃𑒢 𑒣𑓂𑒩𑒰𑒧𑓂𑒥𑒢𑒢 𑒏 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩 𑒮𑒿 𑒋𑒏𑒠𑒧 𑒁𑒪𑒑 𑒕𑒻𑒏। 𑒠𑒼𑒮𑒩 𑒥𑒰𑒞 𑒖𑒹 𑒮𑓂𑒟𑒰𑒢𑒲𑒨 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩𑒏 𑒫𑒱𑒣𑒩𑒲𑒞, 𑒋𑒞𑒋 𑒠𑒹𑒫𑒰𑒪 𑒧𑒹 𑒁𑒣𑓂𑒮𑒩𑒰, 𑒠𑒹𑒫𑒲-𑒠𑒹𑒫𑒞𑒰 𑒂𑒠𑒱𑒏 𑒏𑒼𑒢𑒼 𑒢𑒏𑓂𑒏𑒰𑒬𑒲 𑒢𑒯𑒱 𑒠𑒹𑒐𑒰𑒋𑒪।

𑒥𑒰𑒪𑒲𑒏 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩 𑒮𑒥 𑒧𑒹 𑒠𑓂𑒫𑒰𑒩 𑒫𑒱𑒬𑒹𑒭 𑒣𑓂𑒩𑒏𑒰𑒩𑒹𑓀 𑒥𑒢𑒰𑒍𑒪 𑒩𑒯𑒻𑒞 𑒕𑒻𑒏 𑒖𑒹 𑒠𑒳𑒢𑒯𑒱𑓀 𑒮𑒿 𑒪𑒼𑒏 𑒏𑒹𑒿 𑒐𑒳𑒖𑒪 𑒏𑒣𑒰𑒙𑒏 𑒥𑒼𑒡 𑒏𑒩𑒥𑒻𑒞 𑒕𑒻𑒏, 𑒖𑒹𑒢𑒰 𑒠𑒳𑒢𑒴 𑒣𑒪𑓂𑒪𑒰 𑒣𑒴𑒩𑓂𑒝𑒞𑓁 𑒐𑒰𑒪𑒱 𑒠𑒹𑒪 𑒑𑒹𑒪 𑒯𑒼𑒋। 𑒋𑒏𑒩𑒰 𑒮𑓂𑒫𑒩𑓂𑒑𑒠𑓂𑒫𑒰𑒩𑒏 𑒮𑓀𑒏𑒹𑒞 𑒥𑒴𑒗𑒪 𑒖𑒰𑒃𑒞 𑒕𑒻𑒏। 𑒠𑒳𑒢𑒴 𑒏𑒰𑒞 𑒠𑓂𑒫𑒰𑒩𑒣𑒰𑒪𑒏 𑒦𑒫𑓂𑒨 𑒧𑒴𑒩𑓂𑒞𑒱 𑒥𑒢𑒪 𑒕𑒻𑒏 𑒖𑒏𑒩𑒰 𑒛𑒰𑒿𑒩 𑒮𑒿 𑒢𑒲𑒔𑒰 𑒩𑓀𑒑𑒲𑒢 𑒁𑒟𑒫𑒰 𑒕𑒲𑓀𑒙 𑒏𑒣𑒛𑓃𑒰 𑒮𑒿 𑒗𑒰𑒿𑒣𑒪। 𑒋𑒯𑒢 𑒠𑓂𑒫𑒰𑒩 𑒔𑒰𑒩𑒴 𑒏𑒰𑒞 𑒥𑒢𑒪।

𑒑𑒰𑒃𑒛 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒔𑒧𑒞𑓂𑒏𑒰𑒩𑒱𑒏 𑒒𑒙𑒢𑒰 𑒥𑒞𑒥𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱 𑒖𑒹 1963 𑒧𑒹 𑒧𑒰𑒅𑒢𑓂𑒙 𑒂𑒑𑒳𑓀𑒑 𑒮𑒏𑓂𑒩𑒱𑒨 𑒦𑓄 𑒑𑒹𑒪 𑒕𑒪𑒻𑒏 𑒂 𑒮𑒑𑒩 𑒪𑒰𑒫𑒰 𑒣𑒮𑒩𑒱 𑒑𑒹𑒪 𑒕𑒪𑒻𑒏 𑒧𑒳𑒠𑒰 𑒋𑒯𑒱 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩 𑒪𑒑 𑒧𑒰𑒞𑓂𑒩 𑒞𑒲𑒢 𑒧𑒲𑒙𑒩𑒏 𑒠𑒴𑒩𑒲 𑒣𑒩 𑒂𑒥𑒱 𑒖𑒹𑒢𑒰 𑒁𑒏𑒮𑓂𑒧𑒰𑒞 𑒪𑒰𑒫𑒰𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒫𑒰𑒯 𑒚𑒧𑒏𑒱 𑒑𑒹𑒪𑒻𑒏। 𑒮𑓂𑒟𑒰𑒢𑒲𑒨 𑒪𑒼𑒏 𑒋𑒯𑒱 𑒔𑒧𑒞𑓂𑒏𑒰𑒩 𑒮𑒿 𑒥𑒯𑒳𑒞 𑒣𑓂𑒩𑒦𑒰𑒫𑒱𑒞 𑒦𑒹𑒪। 𑒍𑒏𑒩𑒰 𑒮𑒥𑒏𑒹𑒿 𑒥𑒴𑒗𑒪𑒻𑒏 𑒖𑒹 𑒄𑒬𑓂𑒫𑒩 𑒁𑒣𑒢 𑒬𑒏𑓂𑒞𑒱𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒠𑒩𑓂𑒬𑒢 𑒏𑒨𑒪𑒢𑒱, 𑒮𑓀𑒑𑒯𑒱𑓀 𑒧𑒢𑓂𑒠𑒱𑒩 𑒏𑒹𑒿 𑒢𑒭𑓂𑒙 𑒯𑒼𑒋𑒥𑒰 𑒮𑒿 𑒥𑒔𑒰 𑒪𑒹𑒪𑒐𑒱𑒢।

मन्दिर मे एखन स्थानीय लोकक एक मुण्ड यथोचित नष्ट पहिलन माथ पर छिड़ा मे देवक प्रसाद लेने पहुँचैत अछि आ सीढ़ी सँ उपर चढ़ि जाइत अछि। हम दोसर कातक द्वार सँ ओकरा लोकनिक पूजा विधि देखैत छी। किछु रीतिया सेहो बनबैत छी। एहि तरहेँ मन्दिर भ्रमण समाप्त भेल। आब करब बुद्धी पेट लगलैक अछि। कोना बात नहि, गाड़ी मे खेब कि ना।

एकर बाद हम सब चलैत छी अगिला मन्दिर, पूना लम्पूयांग। एहि मन्दिर माउन्ट लम्पूयांग पहाड़ी पर छैक, जे बाली मे आस्थाक प्रतीक छैक। पार्किंग कर नीचे मे बनल छैक आ स्थानीय मिनिबस द्वारा पर्यटक कें उपर मन्दिर तक पहुँचाओल जाइत छैक। मन्दिरक गेट पर सुवनायड़ पर पेंघ आकारक ॐ लिखल देखैत छी, हिन्दू पूजास्थल होवाक लेल एहि सँ बेसी प्रमाण की होयत ? निर्माणकालक हिसाबेँ एहो बहुत प्राचीन छैक आ एतहु स्थानीय वास्तुकलाक प्रभाव नहिए। एही एकटा प्रश्न नहिए जाइत अछि जे पहिने मन्दिर सब स्थानीय लोकनिक आगमन सँ पहिनहि बनि गेल छलैक एखन एकरा हिन्दू मन्दिर कोना मानल गेलैक। बहुत सम्भव जे मूल जनजाति, जे पूर्व मे प्रकृति आ पूर्वजक आत्माक उपासक छलाह, ओएह सब एहन मन्दिर बनौने होथि जे बाद मे हिन्दू धर्मक कुछ बना देल गेलैक।

नीचा सँ उपर तक मन्दिर तीन स्तर पर बनल छैक, तीनू स्तर पर अपन अपन खुजल द्वार छैक। मध्य स्थलक स्वर्गद्वार पर लोक कें फोटो आदि लेवाक छूट छैक। फोटो आदि लेबा लेल टिकट लगैत

छैक जे हमरा पैकेज मे जोड़ल अछि। गाइड टिकट कीनैत छथि तऽ संगहि एकटा कूपन देल जाइत छनि जे कतार मे हमर संख्या बतबैत अछि कारण ओहि स्थान पर फोटो लेबाक लेल भीड़ छैक, प्रत्येक व्यक्ति अथवा ग्रूप के कम सँ कम पाँच मिनट तऽ लागिए जाइत छैक। ओहि स्थान पर जेबाक लेल लोक नीचा सँ बनल सीढ़ीक प्रयोग सेहो कऽ सकैत अछि आ बगल बाट सड़क पर हल्का चढ़ाइ चढ़ैत पहिनसनक पैघ आङन मे सेहो जा सकैत अछि। हम कात बाट आङन मे प्रवेश करैत छी। ओतए एकटा खूला दलान जकाँ पैघ स्थल, जतए फोटो लेनिहार सब अपन अपन नम्बरक प्रतीक्षा कऽ रहल छथि। हमरा पता लगैत अछि जे हमर नम्बर एक सौ व्यक्तिक बाद आओत। मान भेल जे एक मिनट कें यदि प्रति व्यक्ति लगैक तऽ दू घंटाक बाद। हम ओकर निदान खोजि रहल छी, कारण समय स भेल जा रहल छैक, भूख लागल अछि आ एतए दू घंटा बिताएब कतऽ सेहो समस्या अछि। अपरिचितक संग कतेक गप करत लोक ?

सामने ऊँच स्थल पर तीनटा मन्दिर स्थित छैक। एहि मन्दिर सब के सीढ़ी सब पर ढाठ लागल छैक, मान पर्यटक ओतए नहि जा सकैत छथि। नीचा सँ फोटो आदि मात्र लोक लऽ सकैत अछि। हमरा दुगोट स्थानीय पर्यटक एतए भेटलाह, एकटा दिल्ली आ दोसर कलकत्ता सँ। हुनक सहायता सँ ओहि मन्दिरक पृष्ठभूमि मे हम अपन किछु फोटो लैत घूरि अबैत छी पार्किंग मे। एहि मन्दिर मे आओर किछु करबाक नहि, खाली वास्तुकलाकें निहारू आ प्राचीन लूरिक प्रशंसा करू।

रस्ता मे एक ठाम भोजन लेल रुकलौं हम सब करीब चारि बजे तसन मन्दिर पर पहुँचलौं छी। ई समुद्रक कछेर मे बनल छैक। गुआ (गोआ लावा (Goa Lawah) नामक ई मन्दिर बालीक छओटा मुख्य मन्दिर मे एक मानल जाइत छैक। एतए एक कारी पैघ वरक गाछक छाँहि मे बादुरक झुण्ड रहल। एहि गाछ आ बादुरक पूजा सेहो होइत छैक। मन्दिर परिसर मे हम टहलैत छी, गाइड बाहर रहै छथि। एतहु स्थानीय लोकक एक दल पूजा लेल पहुँचल अछि, तखन ढोल सदृश एकटा बाजा बजाओल जाइत छैक। ओ सब आङन मे नीचा मे बैसि जाइत अछि, पुजारी आगू मे बैसल छथि आ सबकेँ पूजा करबैत छथि। ई एहेन दृश्य हम किछु निकट सँ देखि पौलहुँ। मन्दिर परिसर मे एकटा खुजल घर मे बहुत रास वाद्ययंत्र (गेनुआ रंगक कपड़ा सँ झाँपल राखल। एकर व्यवहार वार्षिक उत्सवक समय कएल जाइत छैक।

आजुक मन्दिर भ्रमण एहि ठाम शेष भेल। होटल घुरैत छओ बाजि जाइत छैक, थाकिओ गेल छी तँ दिनक अन्त मानल। अगिला दिन लेल हमरा दूटा काज बचल अछि- ताना लोट मन्दिर आ सनस कीनब। ताना लोट मन्दिर लोक सूर्यास्तक समय जाइत अछि, मुदा हमरा लेल ई सम्भव नहि। यद्यपि विग्रानुन हमरा सूर्योदयक समय एहि मन्दिर केँ देखबा लेल लिखने अछि, हम ओहि विचार केँ छोड़ि देने छी कारण ई अव्यावहारिक लगैत अछि। दोसर गप जे आकाश कखनहु कए मेघाच्छन्न रहए जाइत छैक तखन की सूर्योदय आ की सूर्यास्त ? कन्याकुमारी यात्राक अनुभव आ एहि

मनायी देखवा म मधीन समयक कारनेँ हेल बाधा मान यतेँ अछि। गाइड कें कहने छथिन नअ बजे आबथि।

छठम दिन, मंगल, 4 अक्टूबर 2022

होटल सँ चेकआउट कैए कए बेदनाइए छी कारनेँ गाना लाटक बाद हमरा सीधे एयरपोर्ट जबाक अछि। बाली म पछिला दु दिन राती वर्षा नहि भेल छलैक। आइ होटल छोडिते खुब जोर क वर्षा होमए लगलैक। किछुए काल म सड़क सब पर पानि लागि गेलैक। गुनक ज गाना लाट पहुँचैत पहुँचैत वर्षा छुटि गेलैक मुदा आकाश मेघाछन्न बनल रहलैक। पहिने गाइड हमरा लगे म एकटा स्थान म लऽ गेलीह जतए हम चॉकलेट आदि किनलहुँ। तकर बाद गाना लाट मन्दिर।

गाना लाटक अर्थ स्थानीय भाषा म होइत छैक समुद्र म स्थित जमीन। ई मन्दिर समुद्रक कछेर म चट्टान पर बनल छैक। मन्दिरक प्रवेशद्वार उदेश्य खुजल कवाटक पड़ा, स्वर्ग म अपन कें आमंत्रित करैत। एखन ज्वारक समय छैक तें कछेर म पानि नहि छैक। एतए किछु दृश्य अनुपम अछि, खास कऽ कए एकटा चट्टान जे पुल बनि गेल छैक लोक कें बसी आकर्षित करैत छैक। ई मन्दिर हमरा एखन तक क देखल मन्दिर सब म सबसँ नव अछि, सालहम शताब्दी म बनाओल गेल। बालीक हिन्दू लोकनि लेल ई समुद्री देवताक मन्दिर छैक, एतए वरुण देवक पूजा होइत छनि। एहि चट्टान पर मन्दिर कें प्रायः सँपन बहुत नास येघ गाछ सब, तथापि

मन्दिरक वास्तुकला देखबा मे आबि जाइत छैक जे कालि देखल अथवा मन्दिर सँ मिलैत-जुलैत छैक।

मन्दिर मे एकटा झरना छैक जाहि सँ लगातार नीक पेयजल खसैत रहैत छैक। एतुका लोक सब एहि जल कें बोतल मे भरि कऽ लऽ जाइत अछि, एकरा पवित्र मानल जाइत छैक, बुझु हमरा मे गंगाजल। पर्यटक लोकनि ओहि झरनाक जल चिखबाक लेल लाइन लगौने। हमहुँ लाइन मे लागि जाइत छी। जल स्वाद नीक छैक। प्रश्न छैक समुद्रक कछेर मे मी0 जलक स्रोत कोना सँ एलैक ? एना तऽ समुद्री खारापनयुक्त जल हेबाक चाहियैक। मुदा धरतीक गर्भ मे बहुत एहन आश्चर्य छैक, सबसँ पैघ आश्चर्य तऽ मानसरोवर झीलक पठार मे राक्षस ताल छैक जकर जल खारापनयुक्त छैक।

मन्दिर मे प्रवेश करबाक कोनो प्रयास किया नहि करैत अछि, पर्यटक लेल मन्दिर स्थल पूजाक लेल नहि, प्राकृतिक सुन्दरताक दृश्यावलोकन लेल छैक। विश्वास छैक जे समुद्री विषधर सब एहि मन्दिरक रक्षा करैत छैक। एखनहु चट्टानक एकटा छोट गुफा मे एकटा साप राखल छैक। गाइड कहैत छथि ई साप एतऽ सैकड़ा साल सँ छैक आ मान्यता छैक जे ई नाग लोक मन्दिरक रक्षक छियैक। हमरा आश्चर्य लगैत अछि जे जीवित साप एतेक पुरान कोना जखन कि सापक औसत आयु मात्र 25-30 वर्ष होइत छैक ? एहि मे ढोंग छैक से गाइड स्वीकार करैत छथि। पैसा लोक ओकरा देखबा लेल जाइत अछि आ किछु चढ़ौआ चढ़बैत अछि। साप कुण्डली मारने, लगैत नहि करैत जे जीवित छैक आ कि प्लास्टिक क

बनाओल। दुटा व्यक्ति, जे स्थानीय पुजारी बुझाइत छथि, सारंग पहिरन ओतए बैसल ओकरा ओगरने। ई हजार रुपिया हमहूँ हकल ओहि साय लेल।

एतहु एकटा बंगाली परिवार रहैत छथि। दुर्गापूजाक समय आ बंगाली लोकनि घूमबा लेल नहि बहराइथि से कोना होएत ? आ किछु तऽ बाली दर्शन लेल सेहो एब करताह किने ?

आकाश मेघौन छैक तँ सूर्यक दर्शन नहिये होइत अछि। एक हिसाबेँ नीक नहि तऽ एतावह बड़ प्रखर रौद मे खुला आकाशक तर तावा लाट घूमब प्रियगर नहिए होइत।

हमर इन्डोनेसिया टूर समाप्त होइत अछि। एयरपोर्टक रस्ता मे हम विचारैत पाँच दिनक लेखा-जोखा करैत छी तऽ लगैत अछि जे दर्शनीय स्थल कें नजदीक सँ देखबा-बुझबाक हिसाबेँ योग्यकर्ता बालीक तुलना मे नीक रहल। ओतए गाइड सेहो बेसी सहयोग केलनि, जे किछु हमरा प्रोग्राम मे लीखल छल ताहि सँ बेसिए अपनहि मोन देखा देलनि। बाली मे गाइड अपन महिला-जनित 'अपवित्रता'क कारणेँ (हम ई मानि लैत छी जे ओ मु० नहि बजलीह) मन्दिरक भीतर नहि गेलीह आ विदेशी पर्यटक कें मन्दिरक गर्भगृह मे प्रवेश वर्जित रहला सँ क्रमशः ओतक आनन्ददायक नहि रहल। बाली मे एकटा लाभ भेल जे हिन्दु गाइड गाड़ी मे यात्रा करैत हमरा हिन्दु समाजक रीति-नीतिक बारे मे बहुत किछु बतबैत गेलीह, अपना मुँहेँ गायत्री पा० सुना देलनि आ किछु स्थानीय मधुर चिखा देलनि। एकर विपरीत जोगक हमरा प्रोग्राम मे लीखल

छल जाहि मे किछु स्कूल छात्रो रहलनि आ सबसँ मुख्य बात जे ओ कोना पत्नी अथवा पुत्रवधू सँ भेंट नहि करौलनि जाहि बातक लेल हम विपासना सँ ओकर आभार करैत छलहुँ।

एहि छोट यात्रा मे भैया सुदूर पूर्व मे बसल हिन्दू समाजक बारे मे बहुत किछु बुझबा मे आएल। खुशी भेल जे विषम परिस्थितिओ मे कोना ओ लोकनि अपन धार्मिक आ सांस्कृतिक व्यवहार बचा कऽ रखबा मे सक्षम भेलाह आ कोना आन समाज केँ आकर्षित कऽ अपना मे सन्निहित करबा मे सफल भेलाह।

एखनधरि पहुँचि हम गाइड केँ बख्शिसक एकटा लिफाफ पकड़ा देल आ हुनका बहुत धन्यवाद दऽ अपना होटलक चेक-आउट लाउन्ज मे लागि गेलहुँ।

-सम्पर्क- ब्लॉक 8, फ्लैट 2बी, डायमण्ड सिटी नॉर्थ, कोलकाता 700055, मोबाइल 9831037532

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.९.संतोष कुमार राय 'बटोही'- मंगनौना (उपन्यास- खण्ड १०)



**संतोष कुमार राय 'बटोही'**

**मंगनौना (उपन्यास- दसम खण्ड)**

"ॐ पाहुन वयौपी (थाउ छियौ। ॐ हम यनिछन सँ किनन छी। यँपीस वनख र (गलै ।"

"हँ यौ कक्का ,ॐ अह्राँ किनन छी। यनञ्ञ हमन पँ यू(श्नेनी छियैय। मंगनौना गाम जह्रिया वसलै पह्रिय सँ ॐ नक्षा छी।"

"पँ पाहुन की मान हम अयन जमीन छाति दियैउ ?"

"अह्राँ कँ हम जमीन छाउ लल (थाउ कहैप छी। नक्षा पँ जनुन छाति दियौ। ॐ नक्षा सरहक छियैउ। सर किया अॐ नक्षा धनि चलैप छथि।"

अपक गय रलाक वाद्य वटूक काका नक्षा नह्रि छाउलकिहीन। उा

एक कठौ बड़ा क' नम्ह पर पिलन गाछि नहुल छथिन्ह। ओहू सँ पहिने तीलन काका नम्हा पर बड़कौ दीनान जाति दलथिन्ह। सब किया निनाध कलन्हि ज नम्हा बन्न नहि कनियौ। ओ नम्हा आहू बनि नहि छौ। छह-सात पुत्र मे ओ नम्हा छौ। ओहू नम्हा कँ उम्हन स्वर्गीय रुनवानी बाबा कँ दालान छलन्हि। ओही दालान पर रुनि गाम कँ लोकनि जमल नहैत छलाह। कृष्णी-पहलवानी कँ नछनीति ओही दालान पर बनैत छल।

गाम म दू रुाँठ रुल छलैह। एकटा गुट क नेता लखन बाबा छलथिन्ह, मुदा दोसर गुट क नेता युग नाथ छलथिन्ह। गाम म अशान्ति नहैत छल। मसोमात क जमीन हनपे लेल बड़-बड़ धंधा होइत छलैह। मसोमात कँ अपन बेटा नहि छलैह मुदा हुनकर जमीन हनपबे आउर आसान छलैह। मसोमात कँ बेटी क अपन रुाँस म हँसा लिअ। ओकरा सँ बलजोरी ब्याह क' लिअ।
आब मसोमात क जमीन-जायदाद अहाँ कँ ह जाएत। ओ आम गप छल।

लखन बाबा बस यैघ कद-काठी क पहलवान छलाह। कुश्ती म हुनका सँ आगाँ सिर्फ युगेसन छलाह। कहना पहलवान क पटखनी दबा म ओ आगाँ छलाह। बबिगिया कँ घननाला हेजा म मनि गेलै। ओ मसोमात ह गेलीह। ओकरा एकटा बेटी छलैह - 'मननी'।

मननी क जनम बाप कँ मुइला बाद हल छलैह, मुदा ओकर नाम मननी नाखल गेल। गाम म घटना आउर पनिघटना कँ हिसाब

सँ नाम नाखे कँ यनंयना छलैन्ह । जना ज नना काOी दाग। म वसी नूकायग छलान्ह , गँ लाकनि न्हूनकन नाम 'मूसाय' नेख देग छलथिन्ह। जकन ढांढी वढल न्हाजग छल गँ न्हूनकन नाम ' ढानवा' यठि जैग छल। मंगल क जनमल मंगला नगेनन्ह-नगेनन्ह...।

लखन मननी कँ अयन यनमक जाल म न्हँसौंलथि। न्हून् कँ चूमौन न्हलन्हि । मननी सुन्हागिन न्हलीन्ह। मननी कन संयगि यन लखन कँ कन्नाा न्हलन्हि । संयगि वढवे कँ ळ्ळी नीक झगाठ छल। गाम म अळ्ळ सँ येघ-येघ कनम-कांत न्ह जाजग छल , यनंव गाम म किया वेज नन्हि सकैग छलान्ह ज ळ्ळी काज नीक नन्हि छियेया। गाम म न्हिटलनगान्ही छलैन्ह।

आझ विजली कन खंरा नन्हि गाठ देग छै गाम म लाकनि । न्हम ळ्ळजाग म नन्हव , गँ अनन्हान म नन्ह। ळ्ळ नीक निवान नन्हि कन्हल जा सकैग अछि। सन्ह किया अमनीग नन्हि यीन छथि। ळ्ळ मृग लाक छियेया। जक दिन छाठ यठान्हि सन्ह किया कँ ळ्ळी धनाधाम। गँ न्हन अगक गुमान कान गय कन ? माटिक दन्ह माटि म मिल जैग। सन्ह माया मान्ह छुटि जैन्ह अन्ही Oाम।

((शेष अंश अगिला खय म)

**अयन मंगव** editorial.staff.videha@gmail.com **यन यOाउ।**



<u>जगदीश प्रसाद मण्डल</u>

## रंगनाद कवि

रंगनाद कविक माने भेल शास्त्रीजी। भाय, साहित्य जगत छी माने साहित्यकारक समाज छी, जे बीच शास्त्री, उपशास्त्री, आचार्य, उपाचार्य इत्यादिक सम्मान अछिये आ नवका चालू कवी। अपना गाममे माने किसानपुर गाममे सन गोटि-पंगना साहित्यकार साहित्यसँ जुड़ल छथि। भाय, ओठाम एहन धोखा नहि हएत जे एहना-एहना गाम सभ अछि जाहिमे छहो माने सोल्होअना साहित्यकार छथि आकि सोल्होअना प्रोफेसर वा डॉक्टर छथि। गोटि-पंगना साहित्यकार, वैज्ञानिक, प्रोफेसर, डॉक्टर गाम-गाम आबए नहि, सभ दिनसँ रहैत आबि रहल अछि। किसानपुर गाममे माने अपना गाममे नविकान्त राय सन साहित्यसँ जुड़ल छथि। नविकान्त रायक संग चारि-पाँच आओर साहित्यकार उहिना काँखम सात रंगन नहि छथि जहिना रात-किनाया याबि सीतानाम सीतानाम करैवला मंडली सभ अछि। एकर माने इहो नहि बूझब जे हम

हुनकर खिदमतिस करै छथिन। हुनकर एकनिष्ठता छैन। जखन समाजमे ताहुन वस्तुक माँग बढ़ल तखन ओ ओहुन-ओहुन मंडलीक माल तैयार करए लगला। आइयो जे राज-पाट अछि, से ओ प्राचीन पद्धतिक समाजसँ चलैत, गाँ गाम-गाममे रहनिहार करैवला श्रमिक वर्ग बनि कतऽ पहुँचत? जे अखनो रहनि दिन चूल्हिक आगि लग अपन देह सेकैत। ताँए नहि, राष्ट्र-विन्यासक संकेत नव युग गढ़ैक लेल सदा तत्पर अछि। मुदा ताकल मतलबता कतऽ रहैत? खातिर तैयार स नहि। वस एहन जे नविकान्त राय साहित्य सनाम लगल छथि।

नविकान्त राय एक उमतिया छथि। ताला, अपन जीवनकेँ ढंगसँ पकैत नविकान्त रायक सीमा धनि जवाहर पहुँच गेल छथि मुदा यहिना जवाहरलाल नेहरूजी जकाँ चाचा बनैमे रहल अछि। नहि तँ विज्ञान पढ़निहार कतौ इतिहास लिखैथ। अपन जीवन जकाँ जँ बूझबैन, तखन हुनकर जीवन नीक जकाँ नहि ने बूझि सकब, मुदा जखन हुनकर जीवन-साधनाक बाट पकैत देखब, तखन हुनकर वास्तविक नुपक स्वरूप जवाहर देख लब।

साहित्य मंचसँ जुड़ल जहिना शास्त्रीजी छथि तहिना नविकान्त राय सदा छथि। ताला, दुनू स्थानीय जहिना राय-रायक स्थानीक सम्बाधनसँ रहैत, तहिना दुनू गोटेक बीच सदा रहए छैन। अपन आ नविकान्त रायक एक गाँ एकठाम घर नहर दिनमे गीत बन रहैत रहल छथि। आ दासन, अपना जिज्ञासा नहैत जे गामसँ बाहर गाँ नवहु बसीकाल निकलै छथि, अपन गाँ रहनि दिन पनिनामम ताकनातल नहै छी। गाँत, साँसूपहुन-क बतबैन रहैत कनिए छथिन। राय, पाखनिक महानयन जे नट सट बसल अछि ता सट जहिना

साँझुपहरमे अपन परिवारकेँ माने पत्नीकेँ, ताड़ी पीला पछाति लठियबा करैए आ भरि राति सुता नहि करबैए सेहो कहा नहि कहल जाए। कारण मानि-जानि किए ने सुनए मुदा अंगरेज जकाँ तलाक नहि ने देत।

शास्त्रीजी आ रविकान्त भायमे बहुताक रंग विचित्र रहितो एकचित्र बनल छथि। माने ई जे जीवनमे, आयुक हिसाबसँ, रविकान्त भाय जेठ छथि। माने बीस बरख जेठ छथि आ शास्त्रीजी छोट छथि। मुदा साहित्यिक जीवनसँ देखल जाए तँ शास्त्रीजी जेठ छथि। माने जेठाम रविकान्त भाइक साहित्यिक जीवन बीस बरखक छनि, तेठाम शास्त्रीजीक जीवन पैंतीस-चालीस बरखक छनि। साहित्यसँ माने सम्पूर्ण साहित्यसँ जतेक रुचि शास्त्रीजीकेँ जे रहल होनि, मुदा कवितासँ रुचि शुरुहेसँ रहलनि, तँए पैंतीस-चालीस बरखक कवि शास्त्रीजी भऽ गेलाह। तैसंग कखनो-काल मंचक अनुकूल आन-आन साहित्यिक विधामे सेहो वक्तव्य दैत छथिन। शास्त्रीजीक अपन मनक बात छिअनि जे अपन विचार अनका खूब सुनबए चाहै छथि आकि अनका बात सुनए चाहै छथि। भाय एहन विचार शास्त्रीएजी ठाम छनि सेहो बात नहियेँ अछि। अपनोमे अछिए। माने ई जे सदिकाल मनमे रहैए जे अपन बात आन सुनबटा नहि मानबो करए, मुदा अनकर बात सुनैत, मानैक तँ कोनो गप्प नहि, अपना छुट्टीए ने अछि।

पैंतीस-चालिस बरखसँ शास्त्रीजी साहित्यिक विधामे किछु-ने-किछु लिखैत आबि रहल छथि, मुदा स्वभावसँ भंगतराह रहने कोनो लिखित रचनाक ठेकान नहि छनि। कहब जे भंगतराह किनका कहबैन? भाँग पीबि किया शिव-दरबारमे माने महादेवक दरबारमे शिव-भक्ति वा महादेव भक्ति करै छथि आ किया बौक-बौनाहायन भाँगक

दोकानसँ भाँग कीनिकऽ पीबि रक्स-पर अर्र-दर्र करै छैथ।
ओना, शास्त्रीजी केँ साधारणता रंगनाइ नहि करइबैन। परिवारक जे अर्थ-व्यवस्था छैन, ओ शास्त्रीजी केँ एकाग्र हुअ' ए न दइ छैन, जइसँ कलहो श्रम हरा-ढरा जाइ छैन। एक तँ श्रम अपन-आपमे अनमोल रत्न छीहे मुदा ओकरा परखब आ ग्राह्य करब तँ आरो, मात्र जखन कुशल परखनिहार आ ग्राह्यकर्ता रहता तखन ने होइ सकै छैन।
शुरूमे मात्र हाइ स्कूलमे जखन साइंस, आर्ट, वाणिज्य इत्यादि विषयक पढ़ाइ हुऐत, तइ समयमे शास्त्रीजी साइंसक विद्यार्थी छला, जे कौलेजमे आबि बी.एस-सी.क क्लासमे नाओ लिखौलैन आ साइंस पढ़ब छोड़ि संस्कृत विषय पढ़ब शुरू केलाह। विश्वविद्यालयसँ 'शास्त्री'क उपाधि पौलेन। ओना, लगनशील एहन जे वैदिक साहित्यकेँ घोंटि देलैन। मुदा काज नुपमे घँगलैन, से वएह बुझै छैथ।
तीन भाँइक भैयारीक बीच माझिल छैथ शास्त्रीजी। पाँच बीघा जमीन परिवारमे। शास्त्रीजी घुमन्तू रहैए गेला। इलाकाक हिसाबसँ शास्त्रीजीक विवाह सबेरे भेलैन। इलाकाक हिसाबक मान हल जे भौगोलिक बनाबटक कारणेँ कोना इलाकामे श्रमशील मानव शरीरसँ श्रम करैवला मनुक्खक निर्माण होइए आ कोना इलाकामे श्रमक बदलल स्वरूप रहने बौद्धिक मनुक्खक निर्माण होइत अछि। विवाह सबेरे इहो भेलैन जे पढ़ल-लिखल पत्नी रहने परिवारक भार ऊपर उठौलैन, मुदा आर्थिक संकटसँ खसैत रहलैन। किसान परिवार शास्त्रीजीक छिऐ। आ तैयो शास्त्रीजी घुमन्तू रहैए गेल छैथ। कविता पाठ, भागवत-पुराणक प्रवचन, गीता प्रवचन इत्यादिमे अपन साधारणता समय लगबैत छैथ।

जेठ राय आ छोटा राय, मात्र तीन साँझक बीच शास्त्रीजी सामिल छथि, गामक खेत हथिया ललकैन। ताबत एक छोट परिवार शास्त्रीजीक रहलैन ताबे तँ कोनो समस्या नहि बुझि पड़लैन, मुदा जखन अपन दूनू बेटा छौँड़ापन भेलैन, परिवारमे खेत-पथारक विवाद शुरू भेलैन, तखन अपन आमदनी कमलैन आ खर्च बढ़लैन।

अखन एकर ई जीवन शास्त्रीजीक रहलैन ओ परिवारक बनहारक अनुकूल नहि रहलैन। परिवार बुझि शास्त्रीजी अपन पत्नियोँ आ बच्चा सहकेँ राखयत ओंगठौल रहला मुदा अपन कमाइक कोनो हिसाब नै रहलैन। सह बुझिऐ छी ई लोकन प्राइमरीक बच्चाक पढ़ाइमे की खर्च अछि। तेहेन साहित्यकार सन गुणाइलक की खर्च हुएत। ओना, साहित्य जगतक बीच शास्त्रीजीक एहेन बढ़ादारी छैन्हि ई जेहनेसँ हुनका हकार पठै छैन, तेहेन ओ जनुन पहुँचै छथि। साइठ बर्खसँ ऊपरक उमेर भेला पछाइत शास्त्रीजी पएन वा साहित्यिक सवारीसँ जीवन चला रहला अछि।

परिवारक विवादक एहेन स्वरूप बनि गेल छैन ई कोर्ट-कचहरीक काज दिनो-दिन बढ़िते जा रहल छैन जइसँ दिन-राति बीच एक्को पल चैन रहब कठिन भऽ गेल छैन। गामजनक हँसियतसँ शास्त्रीजी जवाबदेह छथिए। अपन ई जीवन छलैन, मात्र केस-मुकदमासँ हटल, एहिमे काफी बदलाव आबि गेलैन। एक दिस आमदनीक कमी हुअए लगलैन, दोसर दिस यत्र-तत्र खर्चो बढ़ि गेल छैन। खाइत किछु छैन मुदा मनुक्ख बनि अखन एक गोँ शास्त्रीजी ठाढ़ छथिए। नहि सह कार्यक्रमम, मात्र साहित्यिक कार्यक्रमम, राति लऽ पबै छथि, तँए नहियेँ लइ छथि सदा नहियेँ करल जा सकैए।

स्वरूपसँ शास्त्रीजी साहित्यकारक ठाठ-बाठक लोक छथिए।

अर्थशास्त्रसँ कहियो हटि नहि सकलैन से बुझि पड़ैत, शासनलोकक अर्थनीति की अछि आ जनलोकक अर्थनीति की अछि। एखन शास्त्रीजीक अपन मन गवाही दैत छैन जे दानी बनि दान देब महादान छी, तँए मानवकेँ मानि लेबा चाही।

साहित्यिक कार्यक्रमक जे परिदृश्य बदैल गेल अछि तेकरा अनुकूल शास्त्रीजीक विचारक परिमार्जन नहि भऽ सकलैन। अपना संयोजकत्वमे शास्त्रीजी साहित्यिक कार्यक्रम करैक निश्चय केलैन। तिथि निर्धारित कऽ लेलैन। साहित्य संसारमे बिरले किओ बाँचल हएत जिनकासँ शास्त्रीजीक सम्बन्ध नहि छैन। बहुआयामी बुद्धिक शास्त्रीजी छथिए, तँए सम्बन्ध स्थापित होइमे देरी लगिते ने छैन। परिवारोसँ सेहो छथिए। आइयुक परिदृश्यमे महिलाक हाथ-मुट्ठीमे की सभ छैन। दोसर बात अछिए जे महिलाक अधिकार दिआबैले सभ प्रयासियो छी, मुदा काज घर एखन छूटल अछि जइसँ घरमे महिला शासक नहि छथि।

निर्धारित समयपर रविकान्त राय अपन संगीक संग शास्त्रीजीक डेरापर पहुँचला। जहिना सत्युगमे ऋषि-मुनि गाछक निच्चाँमे आश्रम छाड़ैनमे अपन कला-संस्कृति प्रदर्शन करैत छला तहिना शास्त्रीजीक दरबज्जाक आगूमे तीनटा आमक गाछ छैन्हि।

रविकान्त राय, गामक एकटा छनबा बच्चाकेँ पुछलखिन-

"बौआ, आँगन जा कऽ शास्त्रीजीकेँ सोर लगा दहक ने।"

जेना उ बच्चाकेँ बुझल रहै तहिना टपैक बाजल-

"दछिनबारि टोलमे छैथ।"

"कते दूरपर टोल अछि?"

"सटल-सटल टोल सभ अछि।"

अपन पाँचा-सात संगीकेँ संग कए शास्त्रीजीक भाँज लगबैत दच्छिनवारि टोल पहुँचत रविकान्त भाय देखलैन जे शास्त्रीजी धूनमे कविता बाँचि रहला अछि आ दस-बारहटा श्रोता हुँहकारी दऽ रहल छैन। मन-मगन शास्त्रीजी, हाथक इशारासँ रविकान्त भाय सभकेँ बइसैल कहलखिन आ अपन कविताक अन्तिम चौपाइमे हाथ लगौलैन।

सामंजस करैत रविकान्त भाय, शास्त्रीजीक मनानुकूल अपनाकेँ निरमित करैत शास्त्रीजीक कविताक विराम होइत देख मूड़ी उठ। शास्त्रीजी पर पड़लैन तँ शास्त्रीजीकेँ भक्क खुजलैन। भक्क खुजिते मनमे उठलैन, व्यवहारानुकूल अपना बूते तँ अतिथि लोकनिकेँ समयपर ठंढा-गरम आकि चाह-पान नहि करा सकलयैन..! गामक तरक तह पकैत शास्त्रीजी बाहरी सभ साहित्यकारकेँ संगोर कए गाम दिस विदा भेला, मनमे पढ़ैत शुरुहे इच्छा रहैन जे समाजो दुनियाँक समाजसँ परिचित होअ आ बाहरियो समाज कर्मीक समाजसँ परिचित होअ। चारिये डेग जखन आगु बढ़ला, कि एकटा सुयस्तगर परिवारक गारजन सामने पड़लैन। हुनका देखते शास्त्रीजी बजला-

"हौ जगन्नाथ, आइ अपना गामक सौभाग्य जगल। इलाकाक नामी-गरामी साहित्यकार सभक पदार्पण भऽ रहल छैन से करा पान लगबह।"

शास्त्रीजीक विचारक मर्मकेँ जेना जगन्नाथ बूझि गेला तहिना बजला-

"हम अहाँ कि कोना बाँटल छी, ईहो दरवाजा तँ ओही गामक छी ने, जइ गाममे साहित्यकार सभकेँ बजौलिऐन हेन। सभ खर्च हम करब। तखन तँ कनी-विलम्ब हेब करत।"

-

-जगदीश प्रसाद मण्डलजीक जन्म मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे 5 जुलाई 1947 ईस्वीमे भेलैन। मण्डलजी हिन्दी एवं राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क उपाधि पाबि जीविकोपार्जन हेतु कृषि कार्यमे संलग्न भऽ रुचि पूर्वक समाज सेवामे लागि गेला। समाजमे व्याप्त रुढ़िवादी एवं सामन्ती व्यवहार सामाजिक विकासमे हिनका बाधक बुझि पड़लैन। फलत: जमीन्दार, सामन्तक संग गाममे पनिगर लड़ाइ ठाढ़ भऽ गेलैन। फलत: मण्डलजी अपन जीवनक अधिकांश समय केस-मोकदमा, जहल यात्रादिमे बितौने छथि। 2001 ईस्वीक पछाइत साहित्य लेखन-क्षेत्रमे एला। 2008 ईस्वीसँ विभिन्न पत्र-पत्रिकादिमे हिनक रचना प्रकाशित हुअए लगलैन। गीत, काव्य, नाटक, एकांकी, कथा, उपन्यास इत्यादि साहित्यक मौलिक विधामे हिनक अनवरत लेखन अद्वितीय सिद्ध भऽ रहलैन अछि। अखन धरि दर्जन भरि नाटक/एकांकी, पाँच साएसँ ऊपर गीत/काव्य, उन्नैस गोट उपन्यास आ साढ़े आठसाए कथा-कहानीक संग किछु महत्वपूर्ण विषयक शोधालेख आदिक पुस्तकाकार, साएसँ ऊपर ग्रन्थमे प्रकाशित छैन। मिथिला-मैथिलीक विकासमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक योगदान अविस्मरणीय छैन। ई अपन सतत क्रियाशीलता आ रचना धर्मिताक लेल विभिन्न संस्थासभक द्वारा सम्मानित/पुरस्कृत होइत रहला अछि, यथा- विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा गामक जिनगी' लघु कथा संग्रह लेल 'विदेह सम्मान- 2011', 'गामक जिनगी व समग्र योगदान हेतु साहित्य अकादमी द्वारा- 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड- 2011', मिथिला मैथिलीक उन्नयन लेल साउन दरभंगा द्वारा- 'वैदेह सम्मान- 2012', विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा 'नै धाड़ैए' उपन्यास लेल 'विदेह बाल साहित्य पुरस्कार- 2014', साहित्यमे समग्र योगदान लेल एस.एन.एस.

ग्लोबल समिति द्वारा 'कौशिकी साहित्य सम्मान- 2015', मिथिला-मैथिलीक विकास लेल सतत क्रियाशील रहबाक हेतु अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा- 'वैद्यनाथ मिश्र 'यात्री' सम्मान- 2016', रचना धर्मिताक उत्तम अमूल्य योगदान हेतु श्रात्मा-मण्डल द्वारा- 'कौमुदी सम्मान- 2017', मिथिला-मैथिलीक संग अन्य उत्कृष्ट सेवा लेल अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा 'स्व. बाबू साहेब चौधरी सम्मान- 2018', चेतना समिति, पटनाक प्रसिद्ध 'यात्री चेतना पुरस्कार- 2020', मैथिली साहित्यक अहर्निश सेवा आ सृजन हेतु मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी-असम द्वारा 'राजकमल चौधरी साहित्य सम्मान- 2020', भारत सरकार द्वारा 'साहित्य अकादमी पुरस्कार- 2021' तथा साहित्य आ संस्कृतिमे महत्वपूर्ण अवदान लेल अमर शहीद रामफल मंडल विचार मंच द्वारा 'अमर शहीद रामफल मंडल राष्ट्रीय पुरस्कार- 2022'

रचना संसार : 1. इन्द्रधनुषी अकास, 2. राति-दिन, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता, 5. गीतांजलि, 6. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 7. सतबेध, 8. चुनौती, 9. रहसा चौरी, 10. कामधेनु, 11. मन मथन, 12. अकास गंगा - कविता संग्रह। 13. पंचवटी- एकांकी संचयन। 14. मिथिलाक बेटी, 15. कम्प्रोमाइज, 16. झमेलिया बिआह, 17. रत्नाकर डकैत, 18. स्वयंवर- नाटक। 19. मौलाइल गाछक फूल, 20. उत्थान-पतन, 21. जिनगीक जीत, 22. जीवन-मरण, 23. जीवन संघर्ष, 24. नै धाड़ैए, 25. बड़की बहिन, 26. भादवक आठ अन्हार, 27. सधवा-विधवा, 28. ठूठ गाछ, 29. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 30. लहसन, 31. पंगु, 32.

आमक गाछी, 33. सुचिता, 34. झाड़पर, 35. संकल्प, 36. अन्तिम क्षण, 37. कुण्ठा- उपन्यास। 38. पयस्विनी- प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना। 39. कल्याणी, 40. सतमाए, 41. समझौता, 42. तामक तमघैल, 43. बीरांगना- एकांकी। 44. तरेगन, 45. बजन्ता-बुझन्ता- बीहनि कथा संग्रह। 46. शंभुदास, 47. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 48. गामक जिनगी, 49. अर्द्धांगिनी, 50. सतभैंया पोखरि, 51. गामक शकल-सूरत, 52. अपन मन अपन धन, 53. समरथाइक भूत, 54. अप्पन-बीरान, 55. बाल गोपाल, 56. एकझाड़, 57. उलबा चाउर, 58. पतझाड़, 59. गढ़ैनगर हाथ, 60. लजबिजी, 61. उकड़ू समय, 62. मधुमाछी, 63. पसेनाक धरम, 64. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 65. फलहार, 66. खसैत गाछ, 67. एगच्छा आमक गाछ, 68. शुभचिन्तक, 69. गाछपर सँ खसला, 70. डभियाएल गाम, 71. गुलेती दास, 72. भूमियाएल घर, 73. बीरांगना, 74. स्मृति शेष, 75. बेटीक पैरुख, 76. क्रान्तियोग, 77. त्रिकालदर्शी, 78. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 79. दाहनी हाक, 80. सुभिमानी जिनगी, 81. देखल दिन, 82. गपक पियाहुल लोक, 83. दिवालीक दीप, 84. अप्पन गाम, 85. खिलतोड़ भूमि, 86. चितवनक शिकार, 87. चौरस खेतक चौरस उपज, 88. समयसँ पहिने चेत किसान, 89. भौक, 90. गामक आशा टूटि गेल, 91. पसेनाक मोल, 92. कृषियोग, 93. हारल चेहरा जीतल रूप, 94. नहि जाकर पहिचान, 95. कर्णक रंग कर्मक संग, 96. गामक सूरत बदैल गेल, 97. अन्तिम परीक्षा, 98. धनक खर्च, 99. नीक ठकान ठकलौं, 100. जीवनक कर्म जीवनक मर्म, 101. संचरण, 102. एहि मन काज, 103. आएल आशा चलि गेल, 104. जीवन दान तथा 105.

